# 'विदेह' २६२ म अंक १५ नवम्बर २०१८ (वर्ष ११ मास १३१ अंक २६२)

*ऐ अंकमे अछि:-*

*दुध-पानि फराक फराक*

*(कथा आ पाण्डुलिपि श्री जगदीश प्रसाद मण्डल/ सम्पादन-संकलन आ छाया उमेश मण्डल)*

*A Collection of first-ever Maithili digital-manuscript Stories by Sh. Jagdish Prasad Mandal, Photographed and edited by Sh. Umesh Mandl.*

**मैथिलीक पहिल कथा पाण्डुलिपि-छाया संस्करण**

# दुध-पानि फराक फराक

## 𑒠𑒳𑒡-𑒣𑒰𑒢𑒱 𑒤𑒩𑒰𑒏 𑒤𑒩𑒰𑒏

**कथा एवम् पाण्डुलिपि : श्री जगदीश प्रसाद मण्डल**

पलल्वी प्रकाशन

छाया एवम् सम्पादन/सङ्कलन : उमेश मण्डल

दुध-पानि फराक फराक/कथा-पाण्डुलिपि-छाया सङ्कलन

सं. उमेश मण्डल

# कथाक सत्तैर-

# पोथीक मादे

सगर राति दीप जरय'क शातांक आयोजनक माहौल रहने एकाएक मन बनल, मन बनल माने विचार एलापर, जे पाण्डुलिपिक छाया-पोथी संस्करण एबक चाही। ओना, जहियासँ टंकन/सम्पादन/प्रकाशन कार्य आरम्भ केलौं तहियेसँ सभ पाण्डुलिपिक छाया प्रतिकेँ संजोगि-संजोगि रखैत एलौं हेन। एक बेर किछु पोथीक लोकार्पण सिडीमे सेहो करेने रही। मुदा वर्त्तमानमे मित्र नवरत्न वेंगानीजीक विचार भेलैन जे पाण्डुलिपिक छाया-पोथी संस्करण हेबक चाही, माने एकटा आरो पोथी विमोचन हेतु 'सगर राति दीप जरय'क शातांक समारोहमे बढ़ि जाएत। ओना, आयोजनमे मात्र दू दिन समय बँचल अछि, तथापि काजमे हाथ लगा देलौं। छाया-चित्र तैयार रहबे करए, मुदा एकर महत्वपर अपन नजैर नइ गेल छल। गजेन्द्र सर (श्री गजेन्द्र ठाकुर)केँ पुछलयैन। ओहो कहला जे सम्हैरए तँ जरूर कएल जाए, ई एक नव कार्य होएत, तेतबे नहि कथा विधामे सम्पूर्ण पोथी ऐ रूपमे अपना ऐठाम पहिल होएत।

बहुत उत्साहित भऽ कऽ ई पोथी अपने लोकनिक हाथमे दऽ रहल छी। उत्साह एतेक जे समरोहक अफरा-तफरीक बावजूदो मात्र दू दिनमे ऐ कार्यकेँ, नव कार्यकेँ करैत अपने लोकनिक सेवामे समर्पित कए रहल छी।

**उमेश मण्डल**

**मो: 6200635563**

निर्मली (सुपौल)

20.12.2018

कथा — अप्पन गाम — पृ०-१

अट्ठाइस (अठाइस) बर्खं बंगलोर में नोकरी केला पश्चात शुभलाल भाएक मन (जीह) ऐना उचैट गेलनि जे एको क्षण रहब पहाड़ जेँका बुझि पड़नि (पड़ैत)। सात दिन सँ एहेन विचार मन में एलैत आ दिनो-दिन असाध्य रोगक रोगी जेँका विचार मे मजबूती अबैत गेलनि आ रहैक विचार (बंगलोर में) मे उड़-बिड़ी लगौ लगलैन। ऑफिस जाइ सँ पुर्व डेरे पर मन मे आबि गेलैन जे काल्हि गाम ले विदा भ' जाएब। बिड़हाएल मने शुभलाल भाए ऑफिस विदा भेला। रास्ता भरि येह मन मे उठ-बैठैत रहलैन जे आइ वोलनटरी रिटायरमेंटक ले आवेदन दइये देब। मात्र अढ़ाई बर्खं नोकरी शेष अछि तैं बीच मे कोनो तरहक बाधा नहिये हएत। ओहुना पाँचा बर्खं पूर्व तक अधिकार अछिये। मने-मन विचारलीन जे केकरो पुछबो तरबन ने ओ कुआ-सुआ वाला रंग-बिरंगक विचार द' द' मनाहियो करत। नीक केलौ जे आबन तक ने पत्नीये लग बजलो हेन आ ने दुनू बेटेक कान में देलौ हेन।

ऑफिसक रंग-रुप जेना बदरंग शुभलाल भाए कैँ बुझि पड़ैत रहनि। जे ऑफिस कहियो शुभलाल भाए कैँ कातिकक लछमी-गणेशक पुजनोत्सव जेँका लगौ छलनि ओहेह ऑफिस आइ उजड़ल-उपटल ओहेन बिरान लगौ लगलैन जेना कोनो देश कोनो देश कैँ उजाड़ि-उपारि बेनगन कौ-ए। ऑफिस बीच नव-पुरान संगी सब रहनि (रहैन) तिनको सबहक चेहरा बदरंगे बुझि पड़ैत रहैन। जहिना परिवार मे पत्नीक संग वा बेटाक संग अबिते कोनो विचार मे विभेद चेहराक सूरत मे बदरंगी अबौ लगौ-ए आ बढ़ैत-बढ़ैत एते बढ़ियो जाइ-ए जे एक-दोसरक हत्यारा सेहो बनियो जाइ-ए। ऐना करब जे एहेन परिवेश कैँ रोकलो त जा सकितै अछि, हँ, रोकल जा सके-ए मुदा परिवेश कैँ रोकै सँ पहिने ओकर पावशताक संग परवरिस कैँ सेहो कैँ ने बुझै पडत। खैर जे अछि, शुभलाल भाए अप्पन टेबुलक कुरसी पर बैसि आगू

कथा - अप्पन गाम - पृ० ५

अनुआ के किछु नहि बजली। पत्नी (अपराजीतक) संबंधक विचार शुभ-लाल भाएक मनमे एकाएक जगि गेलनि। धरती पर जते मनुक्ख अछि सभकेँ स्वतंत्र रूपे जीवैक अधिकार अछि मुदा तइ लेल जीवैक कुसियोक खगता अछिये। तखन त भेल जे दोसरक अपेक्षा पत्नी त बंधन सहितक करार (वैवाहिक संबंध) केनहि छथि जे आवैजीव संगे जीव आ मृत्युक पद्धति एक-दोसरकेँ शरीरान्त धरब। ओना शुभ-लाल भाएक मनक चेतनशीलता मे सेहो सोच उठै लगल छलैन। आइ धरिक पत्नीक नेहेन बेवहारक संबंध शुभलाल भाएक छलैन तइ मे मीठपन सेहो जगि चुकल छलनि। मनकेँ (शुभलाल भाएक मन कैँ) तेना विचार पकड़ि लेलकनि जे टस सँ मस हेबाक कोनो विकल्प केँ ओ एकसिरे खारिज क' देने छला। अपन नोकरी सँ भोलनटरी रिटायरमैंटक चर्चो नहि केने शुभलाल भाए बजला - 'काल्हि गाम जाएब।'

'काल्हि गाम जाएब', इ कि भेल, ने अखन छठि पावनि अछि आ ने दुर्गापूजा, ने केतौ बिआह-दानक लगन अछि आ ने कियो तेहेन मरबे केलनि अछि जे तइ सराध मे जेता। तखन कोन एहेन धड़फड़ी गाम जाइक भ' गेलनि जे जेता। तैँ आगूक आशाक बात सुनै ले अपराजित मुँह दिशि (दिस) देखै लगली। पत्नीक कोनो प्रतिक्रिया नहि देख शुभलाल भाएक मन मे एकाएक उठलैन जे एते त समझदारी पत्नी मे अबिये गेलैन हेन जे बात (आगूक बात) सुनै ले ततपर (तत्पर) भेली।

अपन जिनगी केँ समुद्रक रेत पर देखैत शुभलाल भाए अतीतक मुस्की मारलैन। अतीतक मुस्की भेल पैघला खुशीक इजहारक मुस्की। बजला - 'मन अछि कि बिसैर गेलौं, जे जखन आठ दिन एक गाम (माने अपराजितक सासुर) जेना भेल रहै तहिया ....।'

अपराजित जेना किछु मन पाड़ै लगली तहिना अतीतक बौन दिस विदा भेली। जइ सँ चेहराक रूप सुतन्ता (सुतनता) सँ जगनता दिस बदलै लगलनि। मुदा नीक जेँका

पृष्ठ- ६६

धियान नइ टुटने मन मारने हेली। खिलैत मुस्की दइत (देत) शुभलाल भाए बजला - किए विआहक तीन साल पछाति दुरागमन भेल रहै सें मन औंघि कि नेंइ?'

अपराजित -' से किआए ने मन रहत।'

शुभलाल भाए - और (आरो) कि सब मन अछि।'

'आरो कि सब मन अछि', से कि कोनो एके-दुइये टा बितैत भेल जे कि मन अछि आ कि बिसरलौं। अही गुन-धुन मे अपराजित ततमत कौं लगली जइ सँ बकारे ने फुटैन। अवसरक लाभ उठबैत शुभलाल भाए बजला -' जेठ मासक इजोरिया एकादशी कैं दुरागमन भेल रहै। समय खूब सुभियस्त रहै, आमो खूब फड़ल रहै।'

दुअन्नी हँसी मुँह सँ निकालैत अपराजित बजली-' ओही साल हम अमौट (अम्मट) पाड़ब सीखलौं।'

अमौट (अम्मट) सुनि शुभलाल भाए बुझि गेला जे पत्नीक मन खटपन-मिठपन मे रहल छथि। ओ बजला -' आठे दिन पीउर सँ पीयर ऐना भेल रहै, भोरहरबा मे जे पुरना हबा उठल, आम खास खसि पड़त, तखन कहने रहिये ने जे घरवाली कैं संग क' क' चलि जाइ। राति- बिराति हमर जाएब नीक रहत।'

घटनो त घटना छी। पूबकि तेज लहकी उठल छल, जेइ गाछी- कलम मे बगवार सुतै हेला, से त छेलाइ जे नइ सुतै हेला तइ मे शुभलाल सेहो हेलाइ। आम सन पवित्र सब जीन फल, तइ मे दु टा आम (फल) अपराजित दिन मे खेने हेली जेकर स्वाद मे जते समय लगल छलैन तइ सैं बेसी समय ओकरा निहारै (निङहारै) मे लगल छलैन। तैं देखल- बुझल रूप मन मे अतीतक टटके गरल्नि। माइयक (सासुक) आदेश सुनि अपराजित आमक गाछी जाइ लेल पतिक संग तैयार भेल हेली। एक टा ओढ़ना ओ डमेर ओहड़-

पृष्ठ-6

जइ मे लोक कें किछु कोंढ़ उलंठ जगिते छैक। तइ मे संगी भेटने त आरो प्रखर भ' जाइ-ए।

जीवनक चारि मे अपराजित कें ठाढ़ होइते शुभलाल भाए विचार केलैन जे आब अपन विचार कें खोलि बजै मे कोनो असौकर्ज नहि छैक। अतीत मे भ'आएत अपराजित भविष्य दिस देखैक- सुनै- बुझैक जिज्ञासा मे जिज्ञासु बनि पति दिस देखै लगली। शुभलाल भाए बजला- 'काल्हि भोरक गाड़ी गाम आइबे जरूर पकैड़ लेब। गाम जेबे नइ करब आब गामे मे रहब।'

पुरुष परीक्षाक अंतिम बेला मे जखन सभटा मोडक बीच लोक पड़ै-ए, जेहेन निकलैक बाट सॉकरो रहै-ए। असौकर्ज रहै-ए आ बीच अछिये तहिये मुदा भसैक (गलत धारक) धारक रूप, निकराल अछिये, जे समय अछि घड़ी ने पुरुषक परीक्षक भेल। अपराजित गाम बिसैर जेकाँ गेल छेली। तइ मे सासुरक गाम। अपन जन्म सँ बालपन होइत किशोरपन तक माए-बापक छाँह मे रहली, सासुर ऐला मासे दिनक पछाति पतिक संग (सासुर मे) गाम मे रहने समये कम भेटलनि। तइ मे मास दिनक ओहन जिनगी जे आँगन सँ बहरा नइ सकली, तखन जँ सासुरक गाम माने पतिक गाम बिसैर गेली त समीचीने भेल। ओना आखन तक अपराजितक मन सँ हटि हटल छेलैन जे बंगलोरक शहरी जिनगी, जेकर अभ्यस्त भ' गेल छी, आ ग्रामीण जिनगी मे केहेन दूरी बनिये गेल अछि, मुदा मनुखो त मनुख छी दुनियाँक दोनो दूरी कें मेटाइयो सकै-ए आ बनबितो अछिये।

ओना शुभलाल भाए अपन विचार कें संकल्प बना सेहो विचारि नेने छेला जे जँ पत्नियो संग जाइ ले तैयार नइ हेती तइओ असकरो गाम जेबे करब।

अपन भार उत्सुक कौत अपराजित बजली-
- आब कि बुझै छियै जे ओइह समय अछि जे डेरा मे ताला खोसि दइ छेलियै, दुनू आ दुनू परानी हाथ मे झोड़ा-बैग लटकौने बिदा होइ छेलौं। दू-टा बेटे-पुतो छ अछि, आ कि असकरे छीजोक उनक कें बिदा भ जा

पृष्ठ-८

ओना झुमलाल भाएक मन मे ठाढ़ भेलनि जे । कि अपने परिवार बंधन सँ मुक्त छी वा बंधन मे छी। मुदा नइ दिस सँ अपना कें मोड़ि झुमलाल भाए अपन गामक सिमृत (स्मृति) मे तेना भसि रहल छैला जे फलें- फलें, सुफले- सुफल नजैरिक आगू दौड़ रहल छलनि। समयक चाहिं गाम दिस (दिशि) नइ बदल जा रहल अछि सेहो केना, नइ बदल जा सकै-ए। ओ त बढ़ियें रहल अछि। जहिना मिथिलाक लोक आन गाम गैला तहिना आनो- आन गामक लोक त मिथिलाक बजार मे जीविकोपार्जन करैये रहला अछि। अनेको संस्थानो आ व्यापारोक रूप मे करैये रहला अछि।

अपन विचार मे दृढ़ता अनैत झुमलाल बजला- 'हँ, से त परिवार मे छीहे। तैँ एकबेर कहि त जरूर देबइ। किअए अपना सिर अजस लेब जे काल्हि दिन औरइ जे उनैह केँ कैहे जे जखन अपन बाप-दादाक डीह जगवे, जे अखन मरनासन्न भ' गेल अछि, जाएब तखन परिवारक सब किअए ने जाएब।

विस्मित होएत अपराजित बजली - 'गाम मे आब कि अछि जे जाएब?'

नव चिन्तन सँ चेतल चेतना मे जहिना उदीयमान बल होइ छै तहिने बल जेना झुमलाल भाएक विचार मे सन्हिया गेल छनि। बजला- 'गाम मे नइ अछि।'

समाप्त
६।११।०१८

पृ॰ 2

(परसब) तावे अइ दुनू के चाह बनि जाएत।'
अपन काज कें विसवासक रंग चढ़बैत कामिनी काकी बजली- ' से किए (किअए) ने बनत। भेल त दु गिलास दुध-पानि औंटैत अछि।'
कहि कामिनी काकी आंगन दिस बढ़ली। चुल्हि लग लोटा मे पानि रखने रहथि, लोटा-गिलास नेने कामिनी काकी देवजा पर पहुँच पतिक आगू मे राखि देली। ओना मन मे नव-नव विचार जरूर उठैत रहैन मुदा चाह बनाएब कें जरूरी बुझि किछु ने बाजि घोंटे आंगन घुमि गेली।
अधा गिलास पानि पीबैत-पीबैत जीवन काका कें विचारक तरंग तेना तरंगित कए देलकनि जे गिलास चौकी पर बुझिमाँ रखिते पड़लिआ जिनगी (अपन दुनू परानीक जिनगी) दिस मन डुमरि कऽ घुमड़ि पड़लैन। मन मे उठलैन अपन जिनगी आ अपना संग पत्नीक जिनगी आ तइ संग परिवारिक जिनगी, मुदा अंतहीन रस्ताक अछैत ओर-छोर नइ हेइ-ए तहिना मन मे उठै लगलैन। दुनू परानीक बीच-तीस बर्खक जिनगी हएलैन। मुदा अंतहीन रास्ता (रस्ता) कें तें लोक खतिया कें खुटिया अपन रस्ताक लीमा तेर करैये लइ-ए।
आबन तक माने पचास बर्खक जिनगी तक जीवन काका ओहेन बेहेन जिनगी धारण केने अछि रहल हला जे ग्राम-समाजक हएलैन। ओना मन मे ई बात जीवन काका कें जरूर उठलेन जे अधा जिनगी रीब-रीबे मे चलि गेल। रीब-रीबक माने भेल जे जहिना मिरचाइक गुण कड़ुपन होइ-छै जँ ओइ मे कड़ुपन नइ आएल रहल वा ओकरा मे कड़ुपन रहबे ने केलै सेह भेल रीब-रीब। मिचाइयेक गुण-स्वभाव जकाँ मनुक्खोक दन्त अछिये। जे मनुख कैलक-खेलक किछु ने आ खाइत पीबैत, सुतैत-पड़ैत जिनगी बीता लेलक ओकरे जिनगी ने रीब-रीबाइले रहि गेल। जिनगी तँ ओ ने भेल जे भरण-पोषण अपन जीवन-यापन कौते किछु आगू धारि डेग उठबैत चलै। ओना डेगो-डेगोक अपन-अपन गुण अछि। एक भेल जे आगू दिस उचित डेग बढ़ाएब आ दोसर भेल पाछू ससरब। मुदा बीच मे तेसरो तँ अछिये जे ने आगू दिस बढ़ल आ ने पाछु दिस ससरल, बीच मे डमकल चलैत रहल। ओना आगू दिस डेग बढ़ाएब आ कि पाछु दिस ससरबक कारण अपन-अपन रहैत अछि। एक कारण

पृष्ठ-६८

मुदा एकटा विचारणीय प्रश्न त अछिये जे जँ क्रोध सीखहि आना अधलो छी तखन ओकरा किअए ने (माने सामूहिक रूप मे) ओकरा पानि बहैक नाली वा कचड़ाक ढेरी मे फेक दइ-ए। प्रश्न अछि क्रोधकरूप कैँ देखब। मनक विकार कहियौ आ कि शरीरक उर्जा शक्तिक उपज कहियौ मुदा क्रोध त छी जरुर। मुदा ओकर सीमा-सरहद कि अछि आ कते अछि, सेहो त देखै पड़त। एक दिस क्रोध मनक संकल्पशक्तिक प्रहरी (सिपाही) छी त दोसर दिस पौरबैर-झारखंड, धार-समुद्र मे डुमबैबला सेहो छी। ओ क्रोध बुद्धिवक्क मुर्खता पैदा करैबला छी त कावलक संकल्पक संगी सेहो छी तेँ क्रोध कैँ सँ क्रोधी नहि बनि क्रोधी जिनगी धारण कावे ने जिनगीक पथ कैँ प्रदर्शित करै-ए।

रसे-रसे जीवनकाकाक मनक कुभाव सँ जे क्रोध-चीड़ हुल दइलैन तेकरा समन करब लगला। समन होइते (क्रोध कमिते) मन मे उठलैन जे जहिना जाँत मे, जेइ मे तर-उपर दु पट्टा होइ छै, दु पाट रहितो बीचक जे कील होइ-ए ओ एकटा कैँ सक्कत सँ पकड़ने रहै-ए आ दोसर के कील रखि कुइ रखबाइ जे छोड़ि दइ-ए। बीतहि बीच मे ने पीसिनिहारि वा पीसिनिहार बाम हाथ से हथरा चलबैत दहिना हाथे ओइ मे झीक दइ-ए। मुदा ओ त रहै-ए अन्नक झीक त ~~उपरक होइ-ए~~। तखन हथरा जे झीकै ए, माने हाथ से जे झीक के हथरा कैँ चलबै छी ओ कि भेल? मुदा लगले जीवनकाकाक मन मानि लेलकैन जे एतेटा जिनगी लै जँ जाँतक झीका-झिकी मे लगि जाएब तँ जिनगी ससैर कैँ पहाड़ पर से निच्चा खाधि मे खसि पड़त। तैँ दहिना हाथे झीक देलौ आ कि वामा हाथे-माने जाँत मे अन्नक देलौ, ऐहेन-ऐहेन खींच-खाँच कैँ विचारे सँ सरिअबैत चलब, तखने भाकुर मादे जेकाँ सुरकुमिया मारि चलि सकै छी नइ त हल्लुक-फल्लुक रहितो रचना मादे जेकाँ खढ़-पात मे ओझराएल जल से विदा भेलौ, ततै रहि जाएब। मने-मन जीवन-काका सामंजस्य करिते छलाह कि दुनू गोटेक हाथक गिलासक चाह सठि गेलैन। चाह सठिते जीवन काका कामिनी काकीक हाथ मे गिलास (खाली) पकड़बैत बजला-

'अहाँ ~~सबो~~ लगाएल पानो खाएब।'

पानो खाएब सुनि कामिनी काकी कैँ सुतरलनि। सुबेर बजली-' सासुर मे नइ कहियो पान लगेलौं तैँ कि कुमे छी जे पान नइ लगबै अबै-ए।'

कामिनी काकीक मन त ओते फरगर (फुरगर) नइ रहैन मुदा

पृ.८

खोलि आगू मे चोकी पर रखला। अपने कनी पाछु घुसैक देवाल (दरबज्जाक देवाल) मे ओंगठि क' गेला। आगू मे पानक समान, बगल मे माने आगू दिस सोझा-सोझी बैसी कामिनी काकी पानक पन्नी (पोलीथीनक झोरा) खोलि पान निकालि एक खिल्ली पानक बैसार केलैन। ओना मन मे इ जरूर रहैन जे देखियौ जे कि (पति) बाजि रहला अछि। तेँ पानक खिल्ली माने पानक पत्ता बैसा कामिनी काकी जेना किछु बिसैर गेल होथि तहिना पान छोड़ि उठि क' आंगन दिस बढ़ली।

देवाल मे ओंगठल जीवन काका आगू मे पसारल पानक पात देख मने-मन विचार करए लगला जे जखन पति-पत्नीक बीच विषमता अछि रहत, जे जीवन संगिनी सेहो छथि, तखन दोसर-तेसरक बीच केना नइ रहत। एहन खाइ (खाधि) त' जिनगीक क्षेत्र मे अनेको अछि। आबैर एहन-एहन खाइ बनल रहत ताबैर चौमास खेत जेकाँ समतल समभूम केना बनत। आबैर से नइ बनत ताबैर समरूप समउपज केना उपज सकै-ए। माने इ जे जाबे तक एक-दोसराक बीचक विचार समतल नइ हैत-(माने एक गहराइ) ताबे तक समरूप विचार मन मे केना उठत आ ओना समरूप निर्णय कोनो समतल बाट पकैड़ आगू केना बढ़ि सकै छी आगू बढ़ि ले-माने दोसर-तेसरक संग, त' एकरूपताक सहमता अछिये। जँ से नइ हैत त' अनुभार जगह मे (माने समस्याक) एक रूप जँ भइयो सकै छी त' ओहेन परिचित जगह मे तेँ एकरूपता भंग भइये जाइत जइ सँ संगपना मे विघ्न-बाधा उठबे करत। जखन चलैक बाट-(जिनगीक संग चलैक) मे विघ्न-बाधा उपस्थित हैत तखन चलब त' दुरकर भइये जाइत। असकर चलब, दशाक चलब आ दुरका चलब मे अन्तर अछिये। मुदा लगले मन मे (जीवन काकाक) उठलैन जे आबन जे परिस्थिति आगू मे उपस्थित भ' गेल अछि ओकरा सोलहन्नी मानियो लेब जल्दबाजी (धड़फड़ी) हैत। जँ पान जा सकै छल, मुदा आबन त' पहिलुके (प्रथमे) डेग उठौलैन अछि, जइ मे अवसरो अछि, माने दोसर खिल्ली पसारैक बैसबैक, तखन किअए ने इनकार (पलिने) पर आबन रहै दिअनि जे आगू कि कए रहला अछि। जँ सुरेसँ गतिये दोसरो खिल्ली बैसबैत छथि त' बड़बढ़ियाँ। जखन संगे पीलौं, तखन जँ पानो खाएब त' इ कोन नइका मत भेल जे मन हानि हैत।

कथा- क्रान्तियोग - पृ०- √

जीवन काका मने- मन अपन जीवनाकार हारि-जीतक विचार करैत चुप-चाप आँखि कें कनी छोट कैने माने दुनू पीपनी कें निछिअबैत चिन्तक रूप जकाँ दैनाल मे औंगठल पत्नीक प्रतिक्षा (परतीक्षा) करै लगला। तइ बीच आंगन सँ पत्नी (कामिनी काकी) सेहो पहुँचली पहुँचते अपन जगह - माने पहिने जेना बैसल छेली, पकड़ि जेना बिसैर गेल होथि तहिना ई पानक पन्नी (पौलीथिनक झोरी) कें हौंड़- हौंड़ औंड़ै लगली। ओना मन मे ई बात जरूर नचैत रहैन जे देखियौं, अपना बेर मे पति कते इमानदार छथि। अनका कें सबकें एक कहै-ए, 'मुंह कइलो गेल अछि जे पंडित होइजो गाल बजाबा'। गाल बजाएब अलग भेल आ गाल भरब अलग भेल। पान लगा कें देबैन (माने पति कें देबैन) ओ हमरे लगौलहा पान सँ अपन गाल भरि लेता मुदा हमर गाल।

ओना जीवनो काका गबाँह (गवाही) कं गनदिया गबदी मारि पत्नीक लीला- भूमि देखै चाहै छेला मुदा कामिनियो काकी तेहने शिकारी जकाँ शिकार पसारलनि जे शिकार कैल छी, आ शिकारी कें छी, - माने दु टा शिकारी जँ दुनू एकटा शिकार लग पहुँचि बाण (तीर) फेकलक (फेंके) आ दुनू तीरक बीच तिरिआएत (तिरिआएल) शिकार खसल (खसे), तँ ओइ ठाम निर्णय करब कठिन भइये जाइ-ए। जेना राणा प्रताप दुनू भाइक बीच भेल छेलैन। कामिनी काकी दोसर बाण (तीर) छोड़ैत बजली- 'पान मे दइ छै जे चुन रखने छी, ओ तेहेन भरचुन जकाँ माने सुखि गेने, बनि गेल अछि जे पात मे लागबो मे कठिन अछि तँ कनी पानि देने आंगन सँ अबै छी।'

पत्नीक बात सुनि जीवन काकाक मन मे उठलैन जे (किछु) बाजी। बाजी ई जे कहिऐनि चाहु भेल इच्छा आ पान भेल पौनाइ (पेनाइ)। माने इच्छाक पूर्ति हैब। मुदा फेर लगलै मन मनाही कैलकैन जे अखन परीक्षाक घड़ी अछि तँ राजेन्द्र बाबू जकाँ रस्ता मे नाच देखब सभे नोकसान करब हैत। भाए अखन परीक्षा दइ ले बिदा भेलौं तखन सभ सँ पहिने नहि पहुँचब त अपन कें तैयार कैना करब। ई त नहि जे जेना लोक बजै ए जे भोजक बेर कुम्हर रोपबे काज छोड़े चलत। मुदा जँ अहीं बिचार कें ए रूपे राखल जाए जे भोज मे कुम्हरक तरकारी वा तीमन बनिते ने अछि। तखन ने कुम्हरक संग न्याय भेल से त नहिये अछि। बिचारक बौन मे तेना जीवन काका ओझरा गेल छेला जे पत्नीक बात अनसुनिये रहि गेलैन। माने म...

पृ०- १०

मन जीवन काका विचारिये रहल छथा तइ बीच कामिनी काकी चून मे पानि दइले चलि गेली।

कामिनी काकी कँ परोछ होइते माने दरबज्जा सँ आंगन दिस बढ़ने, जीवन काकाक मन मे दोसर विचार फुनः फुना कँ फुनकसेन। फुनकते विचारें लगलिा जे पानक जे सरमजाम माने पात, चून, खैर, सुपारी, जर्दा, अछि ओ त परिवारक भेल माने परिवारक आमदनीक खर्च भेल, जे दुनू परानीक (पति-पत्नीक) भेल मुदा खेबा काल हम खाएब आ ओ (पत्नी) नइ खेती, इ त सोझा-सोझी अनुचित भेल। पान कि कोनो दवाइ छी जे रोगी खाएत त रोग भगतै आ बिनु रोगी खाएत त रोग बढ़तै। तइ बीच कामिनी काकी चून मे पानी देने दरबज्जा पर पहुँचली। दरबज्जा पर पहुँचते जीवन काका कनडेरिये आँखिये पत्नीक चेहराक चुहचुही पर देखलखिन। (देखलेन) ओना कोनो काजक काँक तीन अवस्था होइ-ए। पहिल जे काज सफलपूर्वक होइक संभावना रहैत तखुनका चुहचुही, दोसर काज असफल हेबाक संभावना जाबे नइ बनल रहल तखुनका चुहचुही आ जखन काज सफल नइ होइक संभावना स्पष्ट भ' गेल रहल तखुनका चुहचुही मे स्पष्ट झलक आबिते जाइ-ए।

ओना कामिनी काकीक चुहचुही देख जीवन काका बुझि गेला जे इनका (पत्नीक) चुहचुही सँ साफ झलैक रहल अछि जे शिकार इनका हाथ छनि। माने पत्नीक सफल विचार छनि (छैन)। जीवन काकाक मन मे लगले दोसर विचार जगलेन। जगिते मन विचार जगिते विसवास सेहो जगलेन। विसवास इ जगलेन जे जहिना चाह पीबै काल कहने छेलिखिन जे दुनू गोरे (पति-पत्नी) संगे-संग एकठाम बैसि चाह पीबा। जखन एकरूपताक प्रस्ताव रखि दुनू गोरे संगे चाह पीलौं, तखन चाहक पद्धतिक ने पान भेल। जखन इनको (पत्नियो कँ) बुझले बात छनि तखन जँ पान मे कटौती करती, माने हमरा ले लगौती आ अपना ले नइ लगौती, तइ मे हमर कोन दोख। किअए ने हमही छाती पर चढ़ि फटकारि क' कहबनि जे 'अँह अहाँक इमान छी, जे अपनो हक हिस्सा (अधिकार) छोड़ि क' भागि रहल छी। जखन अपने हक-हिस्सा छोड़ि किओ पड़ा जाएत तखन दोख केकर।' अपन सुतरल विचार मथन सँ जीवन काकाक मन कलिएलनि। कलिआइते मनक विचार के मने मे रस सँ रसरसबैत गुड़ चाउर फकै लगला। मुदा बाजि किछु ने रहल छथि। पान मे चून लगबै सँ पहिने कामिनी काकी जीवन काका दिस आँखि उठा क' तकला जे किछु बाजि रहला अछि कि नहि। ओना जीवन काकाक मन मने मे मनुआ (लगबनि) क' मुरझा गेलेन जे एकटा चूक अपनो जिनगी भेल अछि। ओ इ जे अखन तक क' जिनगी मे (माने पति-पत्नीक) आदेश दइत (दैत) रहलएनि जे अमुक काज करू, अमुक काज नइ करू। मुदा अपना विचार मे केना ऐहेन विचार ...

पृ.- ११

अवितनि (ऐनैत) जे अपने ई बात बुझै छथिन्ह जे अमुख काज कौल्ह अछि आ अमुख काज नइ कौल्ह अछि। ई त चिन्तनक अतल तल ने भेल जे अखन तक छुटल रहल। खैर जे रहल मुदा पाछु उनटि देबै लाग त फेर संबंध पछुआ जाएत। तैँ नीक हैत जे विचारक (ज्ञानक) उत्स जेना मन छै (पत्नीक मन सँ) रोपि दिअनि जे स्वयं ओ पत्नीक रूप मेँ हाथ म' चलै लागथी। अगर पति अपना कैँ पतिक (पतित्वक) रूप धाड़ि (धारण कैल) पकड़ि चलैथ आ पत्नी जौं अपन पत्नीत्वक रूपक धाड़ि (धोड़) पकड़ि चलैथ त जिनगी कैँ दोषारोपणा करै' हैत। जौं एक-दोसरक बीच दोषारोपण नइ हैत तखन दुषित मन कैना बनत। आ जौं दुषित मन नहि बनत त जिनगी दुषित भ' दुखित कैना हैत। मन कलशखेल। कलेशते जीवन काका बजला- 'चाह-पान मे दिन बीता लेब, तखन त भेल जिनगी मोटा उठाएब आ मोटाक विचार करब। कते काल भ' गेल बुझना जे। किछु विचार करब अछि।'

पतिक बात सुनि कामिनी काकी अपन देहक पानि जगबैत बजली- 'अहाँ से पानक खर्च बढ़ि जाएत।'

जौं पत्नीक बात सुनि जीवन काका बजला- 'जाबे पानक खर्च नहि बढ़ाएब ताव मुँह मे लाली कैना औत। जाबे मुँह मे लाली नइ औत तावे जिनगी कैँ जिनगी कैना बुझबै।'

ओना जीवन काकाक विचार कामिनी काकी नीक जकाँ नइ बुझली मुदा भगवानक मंदिरक पुजारी जकाँ अपना कैँ समर्पित कैत माने अपना पराकाष्ठाक तियाग देखबैत बजली- 'अहीं ने हमर सब किछु छी। अहींक आश्रय मे ने हमहुँ बसब।'

पत्नीक सिनेह सँ बोझिल बदलैत बादल जकाँ पत्नीक विचारक रूप देख जीवन काका बजला- 'जाए दियौ, अहिना समैक तीत-मीठ सुआद बहि बुझि गमेलौं तहिना बुझियौ जे जिनगियो गेल। मुदा आइ सँ त से नइ अछि। जिनगी मे किछु ऐहेन काजक सँ संकल्पित हेबा अछि जे पति-पत्नीक पहचान बनै।'

हँसैत कामिनी काकी बजली- 'तइ ले कोनो हाथ रोकै छी, सदिकाल त हाथ पकड़िये चलै चाहै छी कि ने, जेना माता-पिता हाथ पकड़ा अपना घर सँ विदा कैने देला।'

समाप्त- १३।५

पृ० - 2

करिते अछि। गाछो सब रंग होइ-ए, मुदा से नइं, ओ आमक गाछ देखलक आ कते पीढ़ी (मनुक्खक) कते आगुओ देखत। ओना आगुक निसचित बिसवास नइ कैल जा सकै-ए, ओना पहिला अछि, मुदा बिसवास नहियो कैल जाए, सेहो ते उचित नहिये हैत।

ओना जहिना साँसे बाध मे एकटा गाछ रहने एकगाछा भेल, तहिना हमार बीघाक आमक गाछी मे एकटा बेलक गाछ एक गाछा भेल। आमक गाछी, बिआए, ताड़ा फुलवाड़ियो, सब मे होइते अछि। एकगाछा रहितो ओ आमक गाछ कुड़ाक त अछिये। अपन चालि-बाइन छोड़ैत अछि। कुड़ाक ई जे अनरनेवा आ धात्री गाछ जकाँ बिनु जोड़ (प्राग क्रिया) जीवक आशा नहिये रखने अछि, सेहो बात नहिये अछि। असकरे बाध मे अछि, फड़बो करै-ए, मौजरबो करै-ए, हरिऐबो करै-ए, पतझाड़ो होइ-ए, मुदा जीवक बान्हि जीबो त करिते अछि। नइ ते असकरे जना बाध मे अछि तेना से अनरनेवा आ कि धात्री जेँका वंशो उपर गेल रहितै। सब बाबाजिये बनि जइते गेल रहितै। एहिना छै जे समयक मुकाबला नइ करै-ए ओ मेटा जाइ-ए। ओकर वंशक बाढ़ि रुकि जाइ-छै। बिमारिया मेट भऽ जाइ-छै। पंचतत्व मे विलीन भऽ जाइ-ए।

द्वापर युगीन एकलव्य जकाँ ओ एकगाछा गाछ (माने आम) अपना कैँ बुझैत। जहिना ~~शक्ति सील~~ शक्त शील एकलव्य अपना कैँ शक्तिवान बनबै ले शक्तिशालिनीक आराधना केलैन तहिना ओहो आमक गाछ असकरे बाधक बीचला डेढ़ कट्ठा परती पर ठाढ़ भेल अपना कैँ बुझैत। गाछो-बिरीछक दुनियाँ तँ अछिये! हजारो-लाखो रंगक गाछ-बिरीछक बोनाएल दुनियाँ मे कि सबहक वंशो आ वंशवृद्धियो एके रंग थोड़े अछि। कोनो बीआ सँ जनमै ए तँ कोनो फल सँ, कोनो पत्ता सँ जनमैए त कोनो गाछक सीर सँ। केकरो सिर माइटिक तर मे रहै छै ते ककरो पाइनिक तर मे। केकरो डारिये मे सिर होइ-छै ते ~~ककरो~~ अकास मे। केकरो फुनगी पर फुनगिआइये दुनियाँ दिस देखते अछि। बेचारा गाछ कैँ (माने आमक गाछ कैँ) मन ठहिआए लगलै। ठहिआइते मन मे उठलै अनेरे दुनियाँक कोन मे मन कैँ बौआबै छी। तइ सँ नीक जे अपन दिन-दुनियाँ बात ~~बुझबो करब आ करबो करब~~ बजबो करब, करबो करब आ जीबो करब। मन ठमकुर ठमैक गेलै। ठमकते जना तीन बड़ी पर हिसास (दिशांश) लगितो छै, जे से पूब-पच्छिम भऽ जाइ-ए आ पच्छिम पूब तहिना दिशांश छुटबो कोन जइ से उत्तर-दछिन बाध इआए लगै छै। जे कैमहर से एलौं कैमहर जेबै

कथा - चरिवाह - चैरवाह - चरवाह 56-9

भोरे बड़द कें घर सँ निकालि थैर मे बान्हि गाए कें घर सँ निकालिते रही कि नागेसर भाए कें दहिन सँ उत्तर मुँहें अबैत देखलएनि। ओना नजरि गाए पर छल तैँ नागेसर भाए पर अचक्के नजरि पड़ल जहिना चेहराक रंग-रूप नीक जेँका नहि देख पेलौं मुदा नागेसर भाए कें त देखबे केलिएनि। हाथ सँ गाए कें खूँटा मे बन्हैत रही आ मुँह सँ नागेसरो भाए कें कहलएनि - 'भाए, कतए सँ भोरे-भोर अबै छी, इ

ओना चारि-पाँच बर्ख नागेसर भाए जेठ छथि, तैँ सामाजिक लोक भाजे भाए कहै छिअनि। नै ओ अपन परिवारक छथि माने वंशगत परिवारक आ ने लतड़ल लत्ती जेँका छिपादे बाढ़ छथि मुदा समाजक बीच जे धारा प्रवाहित अछि तइ हिसाबे भाए कहै छिअनि। सामाजिक धारा इ अछि जे उमेरक हिसाब सँ आनो-आन कें, माने जे अपन वंशगत परिवारक नहियों रहै छथि इनको लोक बाबा, काका, भैया इत्यादि कहिते छथि। तही हिसाब सँ उमेरें इनका भाए कहै छिअनि। गाइयक डोरी बान्हि आगू बढ़लौं तावे नागेसरो भाए रस्ता पर सँ उतड़ि दरबज्जा लग पहुँच गेला। लग पहुँचते नागेसर भाइयक चेहरा पर नीक जकाँ नजरि पड़ल। नजरि पड़िते बुझि पड़ल जे असली मन पानि मन पड़ पड़ल छनि। किअए तँ जेहेन मेघ जेँका चोंच लटकल देखलएनि। मिरमिराएत नागेसर भाए बजला - 'ओहिना गाम मे छिछिआइ छी।'

नागेसर भाएक गपक कोनो अरथे ने लागल। तइ पर मुँहो लटकल छलनि आ चेहरोक रंग उड़ल-उड़ल सन छलनि जइ सँ अनेको प्रश्न मन मे उठि गेल। मुदा एक त भोरक समय, पच-कुच्च नहियें बाजल जा सकै-ए आ दोसर दरबज्जा पर छथि। इनकर बात कें टहलबैत बजलौं - 'बैसै चौकी पर

पृ०-2

(दरबज्जक चौकी पर) बैसि तमाकू खाउ, पद्धति दुनियाँदारीक गप-सप। 'हैतइ।'

ओना अरे-तर नागेसर भाएक मन मन्हुआएल रहैत करनि मुदा विचार कें पेटे मे दाबि कें रखने हैला। जँ आन ठाम आन गोटे लग रहितथि तखन त प्रभावशाली भाषण कैत अपन प्रभाव सँ प्रभावित कऽ लेने रहितथि (रैहतैथ) मुदा अहिना हम उनका। चिन्है छिअनि, तहिना ओहो हमरा चिन्हैत छथि तैं वाणी बोल कें समेटि मन मे रखने हैला। नागेसर भाएक चेहरा सँ अनेको रूप टपकि (टपैक) रहल छलनि, जेना मुँह किछए लटकल छनि, भोरे-भोर कतं छिछिआएल छथि, तइ पर सँ पैंइसठि (पैंसैट) बरखक टपान टपल गामक एकटा प्रबुद्ध जन छथिये। गामक अस्सी सँ नब्बे प्रतिशत लोक उनका आदरक नजरि (नजैर) सँ देखैत छनि जेकर जीवंत रूप छनि जे नवतुरिया धिया-पुता मे कियो ओझहा बब्बा, तँ कियो भगत बाबा त कियो गुनी बब्बा कहैत छनि। तइ संग ओइ सँ उपरका लोक माने, चेतनगर लोक, सेहो कियो भगत काका त कियो गुनी काका सेहो कहैत छनि। अनिजाति त सहजे बनाइ मेल छथि। अइ सँ जितका जे नीक नामु रखै छनि, से कहै छनि। तहिना तइ सँ उपरक माने उमरदार आदमी (लोक) सेहो भगत भाए त गुनी भाए सेहो कहैत (कैहते) छनि। मुदा हम तइ सब सँ अलग सोझे भाए कहै छिअनि, उमेरक लेहाज सँ।

नागेश्वर भाएक रूप-रंग देख अनेको प्रश्न मन मे उठि रहल छल जे पुछिएनि मुँह किअए लटकल अछि आ भोर सँ फुफड़ी किअए उड़ि-ए। मुदा अनेरे किअए फूस-फूस मे फूसा-फूसा संग अपनो सार्थक समय कें निरर्थक बनाबी। कहब जे टोकबै किअए कें लिखनिहार तइ मे कनी नजरि (नजैर) मिलानी भ' गेल। नजैर

पृ0- ३

मिलानी ई भेल जे जहिना गाड़ीयक डोरी पकड़ने रस्ता दिस तकलौं तहिना चरपराएल नागेसरभाएक मन सेहो चरपटाएत देखलिएनि (देखलिएनि) जे जरू से भोर दुआरि मन मे आबि गेल जे भरिसक तमाकू दुआरे हस्तमे ढील नइ भ' रहल छनि तेँ कछमछाइ छथि, तेँ कहलएनि, 'तमाकू खा लिअ।' जँ कोनो मुसीबत मे पड़ल छथि ते अपने नै मुँह खोलता। ओना मुसीबतो नीक-बेजाए दुनू होइ-ए, दुनू (माने मुसीबत) के अपन-अपन भाँज छइ। जे नीकवृत्ति ले मुसीबत पड़लनि ओकर महत अलग भेल, आ जँ अधला वृत्तिक मुसीबत छी त ओकर महत अलग भेल। आँखि मूनि सबहक मुसीबत कें एक्के कसौटी पर तौल बाजब ओ त आँखिमूना गुण भेल। ओना आँखि मूनो गुण सेहो दू रंगक अछिये। एकटा अछि नीक कें आँखि मूनि मानि आँखि मूनि चलब आ दोसर भेल अधला कें नीक मानि आँखि मूनि मानब आ चलब कानून।

ओना सँपकट्टा वा ढ़ुढ़ुनारि कट्टा जेँका भीतरे-भीतर नागेसर भाए कछमछाइते छेला, तैं बुझाएल जे बफरि कें बाजी मुदा चालीस सालक पैछला जिनगी दुनू गोरे कें एते दूरी बनाइये चुकल अछि जे जहिना विषुवत रेखा टपला पछाति लोक बुझै-ए जे हम उत्तरी ध्रुवक यात्रा पर छी आ दछिनी ध्रुवक। तइ बीचक लोक त बुझिये नै पबैत जे दुनियाक दूटा छोर अछि आ दू टा धुरियो अछि, आ अपने कौन छोर पकड़ने चलि रहल छी। बड़ीकालक पछाति, तइ बीच एकबेर तमाकू खा थुकैर सेहो फेक चुकल छलौं आ दोसरो जूमक तैयारी मे थोपड़ी दे तमाकुलक गरदी कें उड़ा चुकल छलौं, नागेसरभाए बजला -' आब जीव कठिन भ' गेल। सौंसे दुनिया

पृष्ठ-४

बेर उजड़ि गेल।'

आब जीब कठिन भ' गेल, नागेसर भाएक ई विचार अपनो नीक लागल जे अपनो जीब त कठिन भइये गेल अछि, मुदा दुनिया "एकै बेर दुनियाँ उजड़ि गेल'। एकर कोनो माने लगबे नै केल। तहू मे अपने उजड़ब माने अपन परिवार के उजड़ब आ दुनिया उजड़ब दुनू दू भेल। दुनिया ते सदिकाल उजड़ैते रहै-ए आ बनिते रहै-ए, मुदा अपन जिनगी त सैं नइ छी जे सदिकाल बनत आ सदि काल उजड़त। ओकर त अपन आधार छै, जेहम घाटक संग बाटो बनल छै। बजलौं-

'भाए इ कि कहलियै जे एकेबेर दुनिया उजड़ि गेल? जँ दुनियेँ उजड़ि जाएत तखन रहब कत'?

जहिना हृदयबेधी बाण लगने लोकक मन थरथरा जाइ-ए हृदय हलमलित हुअए लगै-ए तहिना नागेसर भाए के सेहो हुअए लगलनि। मन थरथर लागलनि जइ सँ मुँहक बोली बन्न भ' गेल छलनि। मुदा जाबे अपने मुँहे अपन बात नइ बजता ताबे बुझब केना। तहू मे ओहन लालबुझक्कर नहियेँ छी भुतलगू जेकाँ अनेरे बड़बड़ा लागब। मन मे भेल जे दोहरा कँ फेर पुछियनि मुदा लगले इहो भेल जे नइ सुनने रहितथि (रहैथ) तखन ने पुछब उचित होएत मुदा जखन लग मे बैसले छथि तखन नइ सुनलनि सेहो केना मानल जाएत। भ सकै-ए जे जँ सब शब्द नहियो सुनने रहितथि तखन उनटा के ते पुछले जा सकै ए। सेहो नहिये पुछलनि। तखन किअए मौन बाजि रहल छथि? मन मे इहो उठए जे भ' सकै-ए कोनो ऐहेन काज है भेल हेतनि जइ सँ जिनगी त प्रभावित होएत हेतनि मुदा लाजक संकोचे नइ बजैत होथि।

चालिस-पेंइतालीस बर्ख सँ नागेसर भाए चरिबाहक काज करैत आबि रहल छथि। चालीस कि पेंइतालीस वर्ख तँ डायरी मे लिखि के नइ रखने छी जे निश्चित कहब मुदा अनुमान सँ कहि रहल छी। किअए त जखन उठैत जुआनी नागेसर भाएक छलनि तहिये सँ देखैत आबि रहल छी नागेसर भाए गामक एक नम्बर चरि

कथा – चटिवाह – चटवाह – पृ०-५

छथि, केहनो सापक काटल बीख कें चाटिये सँ उतारि दइ छथि। तइ मे केओ ऐहाम जँ सपकटिया भेल तेहाम ओ खबरि (जानकारी) होइते अपनो वा आनोक काज कें छोड़ि दौड़ल जाइ छलथि। जाति-पाँजि, दियाद-वाद किछु ने मानै छेला। अपना कें उपकारी कहि उपकार कें पहुँचिये जाइ छथि। चलतियो ट्रेन जे तीन-तीन, चारि-चारि टा सापकटलाहाक नम्बर लागि जाइ छलनि।

ओना अइ गाम मे बिसहाराका गहबर छल तइ गामक लोक कें चटिवाह बनब असान छल। किअए त दसमी मे (दुर्गापूजा) जखन दसो दुआरि सबक खुजि जाइ-ए तखन बिसहाराक गहबरक भगत (भगता, पुजेगरी) सेहो दसमीक पहिले दिन सँ गहबर मे भगते कें सभ देवा रंग-रंगक डाली पहुँचते छलनि, केकरो धिया-पुता नइ सेइ छल तेकर डाली, त केको घर मे डाइन-जोगिनक उपद्रव बढ़ि गेल, तेकर डाली त केको धिया-पुता बड़बारि भ' गेल तेकर डाली पहुँचते छलनि आ साभ पहर जखन गोसाइ खेलाइ छेला माने देवता देह पर अबै छलनि, तखन फुल-अच्छत (अछत) भूभूत सँ ओकर गुहारि करिते छला। अहिया मरला माने भगत (पुजेगरी) मरला तहिया सँ भगतोइयो बन्न भेल आ गहबरो खसल। खैर जे भेल। गामोक लोक (जे चटिवाह बनै चाहै छल) आ आनो अड़ोस-पड़ोसक गामक लोक आबि-आबि चाटी धेने छल आ जेकर चाटी उठल माने आगु घुसकि चटिवाहि कें छाड़ै ओ चटिवाह बनै छल। नागेसर भाए चनौरा गहबर क सीख देला। इलाका मे सँ जगता-जोर गहबर चनौरा गहबर कें बुझल जाइ छल। महेशानाथ देला। ओना छोट-मोट (ग्रामीण स्तरक) स्वास्थ्य केन्द्र सेहो बनौने बनौनहि देला। अइ मे डॉक्टर (एम०बी०बी०एस०) तँ नहि छल मुदा एकटा नर्स जरूर

रहै छैली। ओना ओहो तेहेन ट्रेंड (ट्रेनिंग कैल) नहियें छैली मुदा पिन्ती डॉक्टर कें रहने बहुत-किछु सीख लेने छैलीहे। मरीय जी मरीये जी छैलाह। बिआह नइ केने छैला। ई दीगर भेल जे अपने ऐठाम मरीय जी ओकाह (नर्सके) रहैक व्यवस्था केने छैला। आन गामक बेचारी नर्स, ओ तँ डेराह (रहैक) अरजातें रहबे छलि। तइ पर सँ मइनथानाक अगवास मे डेरा येहि रोजलि। मुदा ऐहेन कहियो नै भेलैन जे कुत्ताक बीरन जेँका लसरि (लसेर) लगलनि।

अनहरिया परनक तृतीया (तिरतिया) इजोरिया (चान) जेँका गाम मे चान (कुइम्येक) जरूर उगि चुकल छल मुदा छोट रहने (कम समयक प्रकाश) गाम अन्हारक अन्हार मे पड़िये जाइ छल। जइ सँ जिनगीक सब स्वगताक रस्ताक दुआर (जरूरतक रास्ता) बाधित छलैहे मुदा केतौ लोक पधुआएल छल तँ ओकर मन-पेट नइ छैलइ सेहो त नहियें मानल जा सकै-ए। सैं त छलैहे, तँ अपन विचार सेहो छलैहे आ विचारक विसवसनीयता (विचारो विश्वास) नीय (विसवसनीय) सेहो छलैहे। ओही जिनगीक जुग छल जइ मे ओझा-गुनी, चटिवाह, डानि-जोगिन सबहक उतपति (उतपैत) भेल छल।

अपना सबहक इलाका केहेन अछि (भौगोलिक दृष्टिसँ) आ केहेन छल से त सब भोगिये रहल छी जे गामक फेदार मोरंगक दफेदार बनिले अछि। एक दिस कोशी धारक बाढ़िक पाइनिक विभीषिका जइ मे नेपालक पहाड़ो आ जंगलो झाड़ सँ बाढ़ि मे साप भसि-भसि आबियै जाइ छल। सतासी ई स्वीक (मार्च १९८७) बाढ़िक विभीषिका जेकौं पहिनो भेल हुअए, तँ भेल हुअए मुदा तीन-चारि जेनरेशन सँ नहि भेल छल, जइ मे सापक उपद्रव नीक जेँका भेल। मुदा तइ सँ पहिने सपकटियाक संख्या बहुत बेसी छल। वैज्ञानिक ढंग, वैज्ञानिक ढंगक माने भेल जाँचल-परिखल ढंग, जे विश्वसनीय अछियै।

पृष्ठ-6

तेकर बहुते केसो अभाव छल। ओना दुनियाक आन-आन किछु देश अगुआएलो, आर किछु पछुआएल सेहो छलै, मुदा अपना सब इजोरो बरखक गुलामी सँ लगले निकलले छलौं, तैं अभावे-अभाव सब कथुक अभाव छल।

दोसर उपरान्त सापक भूमकम (भूकम्प-३४) मे भेल। धरती डोलने बिल सब दबाएल जइ सँ बिल मे रहैबला साप नवऽ भेल। ओना सापोक वंशवृद्धि अलग-अलग अछि। किछु साप बच्चा दइ ए तँ किछु साप अन्डा दइ-ए। तइ संग प्रकृति सेहो अछि। अगता बरखाक मौसम मे सापक पनौरा धरती पर अकास सँ खसै-ए जइ मे सैयक-सय साप निकलै-ए। नबे-बेरानबेक शीतलहरी, बिनु बिखैला सँ बिखैला साप खासकए गहुमन), कैं तेना उपटौलक जे बीछा गेल। तइ संग अस्पतालो सब मे आ प्राइवेटो रूप मे सापक बीखक इलाज हुअए लागल जइ सँ सपकटिया (माने सापक काटल) मृत्युक दर कमल। आजुक आर्थिको दृष्टि सँ आ जरूरतोक दृष्टि सँ लोक सजग भेने देखल अछि जइ सँ सापक कोन बात जे ढुढ़नैरो कटखाह ढोंकया (ऐठाम पहुँचे लागल) अछि। सापे जकाँ पाँखिबला फेनगा-फेनगी सेहो जनमारा अछिये मुदा तेहू सँ लोक कैं आफियत भेटिये रहल अछि।

समय आगू बढ़ल, नागेसर भाए सन-सन कते लोकक हाथक काज छीनाएल। जखन हाथक काजे छीना गेल तखन इ हाथ कात कौ, आ नइ कात तँ खाएत कि अही चौबट्टीक मोनि मे नागेसर भाए खसला अछि। खसला पद्धति सुमारक होइ छनि, जे जइ समाजक मे पेटक संग विचारो चलै छल, से जिनगियेक अनटि (अनेट) कैं पुनह-बिलैट गेल, आब केत' रहब? सुमारक होइ छनि जे जइ जिनगी मे भैया, काका, बाबा बनि जीबै छलौं तइ ठाम कौंचिगक (प्राइवेट इस्कूल) जे छौड़ा सबओ सेहो-सब तेना कै ताना मारै ए जे देख

पृ० ८

झनझुना कें तुनतुना- तनतना जाइ-ए मुदा कतेक कि। आब कि हमर ओ उमेर अछि छौड़ा सब सेँ मुँह लगाबीक। सुमारक होइ छनि जे जइ हाथक चारी बले औरन जिनगी बना चलैत आबि रहल छथि, तइ ठाम कोनो पूछ नहि। जइ हँतरे- तर नागेसर भाएक मन मोम जकाँ पिघलि (पिघैल-पिघैल) जरि रहल छनि मुदा मनमे एते शक्ति नहि जुटा पेब रहल छथि जे अपन जिनगीक हार कें जीत दिस बढ़ौता। तकर ठेकान नीक-नीक जिनगीक बीच नै जीवैत आबि रहल छी- तेतेक बीच रस्ता पर औरन मौनि कैना फुटि गेल जे कुरूबे नै देलौं। झोंकमे झोंकाएत नागेसर भाए बजला -' रस्ते पर मौनि फुटि गेल।

ओना रस्ता पर मौनि फुटबक एक माने भेल जे बाढ़िक समय धारक प्रवाहमे रस्तावेँ दहि-दहि रहिते धारक मोड़ सेहो बनै-ए जइ सेँ मौनि फुटै छै। दोसर होइ-ए जे चढ़ान सेँ निचान माने उपरक जमीन सँ निचरस जमीन मे धारक चढ़ी सेँ जे उरवाधि बनै-ए ओइ बढ़ैत-बढ़ैत मौनि बनै-ए जे नम्हरो- गहीरो बनै-ए आ सुखरो आचर बनिते अछि। मुदा ऐठाम त नागेसर भाए जिनगीक गप (विचार) कऽ रहला अछि, खेत- पथारक रस्ताक मौनि जकाँ ओ मौनि थोड़े छएत, तेँ किअए ने नागेसरे भाए सेँ बुझि ली। बजलौं -' कि मौनि कहलियै भाए?

हमर बात सुनिते नागेसर भाए कें मन मे जेना खौंत फेकलकनि तहिना बजला -' अपन मनक मौनि सेहो फुरल आ गामक जे छौड़ा- माउड़िक विचार सुनै छी- तेँ बुझि दै। कि कहबह?

नागेसर भाएक जिनगी औरने बुढ़िया- बुढ़वा माछ जकाँ भ' गेल छनि जहिना सौभरी ऋषि यमुना (जमुना) नदीक जल मे तपस्या करैत नदी माछक गति देखलनि जइ सेँ जहिना विराग उत्पन (उतपन) भेलनि तहिना ते नै नागेसरो भाए

कथा - चरिबार - चरबार - पृ०-५

सेहो भ' रहल छनि। फेर लगलनि मन मे उठल जे सौभरी ऋषि जेकां थोड़े नागेसर भाए जलसमाधि लेने छथि। जे विचार सँ बैरागपन औतनि। हिनका ते, माने नागेसर भाए कें, गरदनि मे बड़का ढ़ोल बान्हि देबनि तइओ बकार नइ फुटतनि। मन छलकि (छलैक) गेल जइ सँ विचारक धारा एकाएक चड़चड़ाइत निच्चा खसै लगल। मुदा तइओ खसैत-खसैत मन बजिते गेल जे जहिया सँ अहाँ कें (माने नागेसर भाए कें) मनाही कैल एलौं जे मनुख बनि जखन जन्म लेलौं तखन मनुखक रूप धारण करब तखने ने मानव कहाएब, से भरि दिन गुरुआइ करैत रहि गेलौं आ आब कनै छी।'

मन कें मारि बजलौं -' भाए, आब अहाँ के कोन मतलब ऐ दुनिया दारी से अछि, ने रहब ओइ टोल ने सुनब ओकर बोल', बेटा कें सँ खरचा लिअ आ, दरबज्जाक ओसारक चौकी बैसि रस्ता दिस तकैत 'सीताराम, सीताराम राधाकृष्ण राधाकृष्ण, करू।

इमर बात सुनिते नागेसर भाएक मन जेना फुटि कें छिड़िया गेलनि तहिना बजला -' बौआ, तोरा से लाथ कि, दुनू बेटो मुँह फुला कें अपन-अपन बहु-बेटा ल' क' जतै नौकरी करै-ए ततै चल गेल अछि। दुनू परानी-बुढ़बा-बुढ़िया घर मे छी।'

बजलौं -' बेटा किअए मुँह फुलौने अछि?'

नागेसर भाएक बेइमान मन इमानक धरती पकड़ि लेलकनि, जइ सँ विचार मे बदलाव आबि गेलनि। बजला - बौआ, इमान-धरम से बजै छी-, दुनू बेटाक परोछक बात छी, जेठका बेटा साइंस (विज्ञान) पढ़ने ने खोट-कमा भइये गेल। बेर-बेर ओ मनाही केलक जे अहाँ झूठ-फुसक धंधा छोड़ू, मनुख छी मनुख जेकाँ रहू, मुदा----?

पृ०-१०

मुदा कहि नागेसर भाए चुप भ' गेला। मन मानि गेल जे बेटा लग अपन दोख कबूल नइ कौं चाहै छथि, बजलौ-' छ: है जेठका बेटा (बेटा) अपन जेठपन देखौलक, ते तैं फुलि रहल मुदा छोटका किअए ~~केलक है~~' फुलल अछि?'

नागेसर भाए बजला -' जेठके: ओकरो तेना कै दुइर केलकै जे ओहो ओहिना दुरि भ' गेल। इमहु अडि ~~गेलि~~ गेलौ, आमदनियो छल आ समाज मे पूछो त छलेहे।'

बजलौ -' अच्छा आब छोड़ू माया जाल कें, बेटा सँ खचा दिया दइ छी। शान्ति सँ रहू।'

समाप्त

६।६।०१८ ई०

कथा — भगैत — भगैतिया — पृ०-१

तीस वर्खक पछाति गोपालपुर गाम पहुँचले मन पड़ला दुखन भगत। कोशी धारक बीच ओ गाम बसल अछि। ऐहेन शंका नइ कबि जे धारक बीच गाम केना बसल अछि। धारक पेट मे ते पानि रहै छै तइ बीच घर केना बनत आ बिनु घरे गाम केना बसत। सब कि, सौभरि ऋषि जेकाँ नइ ने छथि जे जलक भीतर समाधि चोने रहता। धारक बीचक माने भेल जे गोपालपुर गामक अपन सीमा-चौहद्दीक निर्धारित जमीनक बीच अछि मुदा धारक ते कोनो सींग-नाङरि अछि नहि जेम्हर मन भेलइ तेम्हर बिदा भेल। भलें नामक संग गुण-धर्म किअए ने जोड़ल रहए मुदा जेइ गामक देने मुँह बनौत तइ गामक माटि ओहिना छोड़ि देतइ, ओ त ओकर गुण-धर्म के प्रभावित करबे करत किने। खैर जे कहाँ। पहिने जे कोशी धार बहै छल माने तीस वर्ख पहिने, ओ गाम सँ माने गोपालपुर सँ पूब उत्तरे-दछिने बहै छल। साले-साल पछिम मुहेँ कटनिया करैत घुसकै लागल। गामक (गोपालपुरक) जीवन (माल-जाल, मनुखक) दुभर हुअए लागल, मुदा गामक लोक कँ दोसर चारा कि? ओना किछु गोरे परिवार संग गाम छोड़ि नेपाल मे वासी भेला, किछु नोकरी करैत शहर गेला ओ ओतइ रहैत घर बना लेलनि। मुदा गामो त गाम छी, केतबो लोक मिथिला छोड़ि बाहर विदेश तक किअए ने बसल हुअए मुदा मिथिलाक जनसंख्या ओइसँ मेटा थोड़े गेल, ओ त तेहेन माटि-पानिक पा अछि जे आन देश मे दर्जन विद्वान पैदा केलक पा (बाल-बच्चा) पुरस्कार भेटैए, मिथिला मे ओहन-ओहनकेँ मानियो ने अछि। तीस वर्खक बीच गोपालपुर गाम एकैस बेर घसरी बदललक। जे धार गामक पूब बहै छल ओ आवन गामक पछिम देने बहै रहल अछि, मुदा पुरनो धार सभकेँ पेट त ओहिना बनल अछिये। बरसात मे पानि सँ भरबे करै-ए, तेँ कोशी धारक बीचक गाम भेल गोपालपुर।

Ajanta Officer

पृ०-३

सुविधा बनि गेने गाड़ी सवारीक अबाजात सेहो बनिये गेल अछि।

ओना तीस वर्ष पूर्व जे घर-घरारी बहीनक छल ओ आबन नहिये अछि मुदा ओइ सँ नीक अखुनका अरुर बनि गेल छै। पुछैत-पुछैत पहुँचल छलौं। पहुँचते परिवारक कियो ने चीन्हलक। परिचय पात भेला पछाति चीन्हलक। चिन्हते हेरी आगत-भागत कौं लगल। कुशल-छेम भेला पछाति भाँज पा चहल जे अपन परिचित एको गोरे, सिवा दुखन भगत छोड़ि गाम मे कियो दोसर नहि अछि। ओना बहीनक परिवार अहिना लोक सँ सम्पन्न बुझि पड़ल तहिना गुजरो-बसत सँ। अपना सँ जेठ मसियौत बहीनक सासुर गोपालपुरधी मौसी कें एकोटा बेटा नहि दु टा बेटिये टा। मौसीओक आवाजाही अपना ऐठाम आ अपनो सबहक आवाजाही मौसी ऐठाम तहिये सँ छल जखन अपनो जन्मो ने भेल छल। अहिना मौसी कें नैहर छुटि गेल छलनि तहिना अपनो मात्रिक आ मइयोक नैहर छुटिये गेल छल। किअए त नैहरक गाम सँ कमला नदी धारक दहिना मुँहथरि भट्ठा पड़ने उपरि गेल। ओ सब माने मामाक परिवार गाम सँ उपटि कलकत्ता मे कमेबो करै छथि। छथि आ भाड़ाक घर मे रहबो करै छथि।

अहिना माए मौसीक परिवार कें नैहर जेकाँ बुझै छथि तहिना मौसियो बहीनक परिवार कें नैहर बुझि नीक जेकाँ आवा-जाही रखने छली। जइ सँ अपनो सब मौसी गाम कें मात्रिके बुझै छलौं। मौसी कें दु टा लड़कीये (कन्ये) टा छलनि लड़का नहि छलनि। संजोग ऐहेन जे अपने दु भाउये छी बहीन नहि अछि। मर-दुतिया मे अरबधि (अरबैध) कें जाइते छलौं। ओना अपना ऐठामक परम्परा मे एक-बहीन कें दोसर बहीन ऐठाम ऐवा-जेवाक बेवहारिक चलनि (चलैन) नहि अछि मुदा परीस्थिति त सब कथु कें बदलैत-चलि अछि। तही बदलल परीस्थिति मे मौसीक आवाजाही सेहो अपना ऐठाम भेलाकि आ माउयो मौसी ऐठाम अबै-जाइ छथि

पृष्ठ - ४

मसियौत दुनू बहीनक बिआह भेल। जेठ बहीन के गाम सँ सटले दोसर गाम मे भेल तेँ आएब-जाएब असान रहल मुदा दोसर बहीनक बिआह गोपालपुर भेल।

जलखै-चाह केला पछाति मन गप-सप करैले उनिया लगल। केकरा सँ गप करब। मन तेँ उनिया गेल जे किछु लोके ने लगैत छल। गप-सपक माने भेल जे बरावरी मे दुनू दिस सँ चलैत रहए। तेहेन त सँ नहि अछि। जहिना बचइन भागिन-भगिनी अछि तहिना सियनगर-जेठगर मरदामरदी नहियेँ अछि। बच्चा सभ सँ गप-सप करैक मन नइ भेल। अखन पढ़ब-लिखब दिस धियानो ने गेल। अखन सुखी-दुखीक गप-सप करैक मन अछि। तइ लेल ते ओहन संगी चाही। हारि-थाकि दुखन भगत लग बिदा भेलौं। तइ सँ पहिने भाँज लगि गेल छल जे दुखन भगत दुनू आँखिये अन्हरा गेल छथि। एहेन मुसीबत मे जाइ बेकारे पड़ल छथि, तेहेन जेँ हम अपन गाँआ-अनगाँआक बड़प्पन ताकै लागी, ओ नीक नहि। दुखन भगत एकचारीक चौकी पर असकरे बैसल।

मन अछि तीस वर्ख पूर्वक दिन, जखन दुखन धामिक ओइ समय मे दुखन धामि सँ मानल जाइ छेला, एकाधदिन-राति दस गोरे दरबज्जा पर बसिये छेला खेनौ-पीबो करै छला आ झालि-मिरदंग पर भगैतियो गबै छेला। आइ दुखन भगत, असगरे जिनगी हारबज्जा सँ उतीड़ (खसि) एकचारीक जिनगीक वास कए रहल अछि। गाम-गाम बिजली भेलो पछाति गोपालपुर मे अखनो डिबिये-लालटेन अछि। सीसीक डिबियाक गरदनि मे ताड़ बानि चार सँ लटकल डिबियाक इजोत। फड़िके सँ बजलौं-

धामि सहाएब, नमस्कार।

नमस्कारक उत्तर नहि दइते दुखन भगत बजला—

अहाँ के चिन्हलौं नहि?

दुखन भगतक विचार सँ मिसियो भरि मन मे कुभाव नहि भेल जे दरबज्जा पर आएल अभ्यागत केँ एहेन बात किअए कहलनि। सब कि ओहन औखदानी मे नाव नहि ने छथि जे बिनु परिचय कहनौं केको

कथा - भगैत - भगैतिया; पृ०-५

असीरबादो दए देताह। अपन त' देखल सुनल दुखन भगैत छथि जिनका जवानी दउ देता -जुआनी नेने चमकैत छलनि जे। शरीर सँ अबल भ' गेल छथि मुदा मन त' ओहिना छनि जे धरमराजक भगैत गबैत- गबैत झालि - मिरदंग बनि जाइ छैथा।

एक्के शब्द मे बजलौं - फल्लाँ, गामक फल्लाँ छी।'

नाम सुनितो अन्हाएल आँखिये चौकी पर ठाढ़ कै दुखन भगत भ' दुनू बाँहि पसारि छाती मिलबै चाहलनि मुदा तइ बीच मनाही करैत बजलौं - 'अहाँ जत' बैसल छलौं, तत' बैसि रहु, हमहूँ चौकिये पर बगल मे बैइसै छी।'

जहिना बजलौं तहिना दुखन भगत अपना-जगह पर बैसि गेला। बगल मे हमहू बैसलौं। दुखन भगत पुछलनि- 'कैस-कौसक हाल कहू।'

दुखन भगतक प्रश्न सुनि धुन्ध भ' गेलौं जे अपने आन्हर भेल एकचारी मे असकरे बैसल काढ़ि काढ़ि रहल छथि तखनो कैसे-कौसक हाल-चाल पुछलनि। विचार कै मोड़ैत बजलौं - 'यार, कि कहब कैसा-कौसक हाल, परिवारे मे तैना ओझरा गेल छी जे किम्हरो तकैक पलखतियो ने होइ-ए।'

हमर विचार जेना दुखन भगत के नीक लगलनि तहिना बजला - 'सबहक त' येह हाल अछि।'

गर भेटल बात कैं आगू बढ़बैक, ओना अपनो बुझल अछि जे दुखन धामि कैं जखन पाँच टा धिया-पूता भ' गेल छलनि, तखन पत्नी मरि गेलनि। चालीस-पेइतालीस बर्खक उमेर तहिया दुखन धामिक रहनि। कि बोलीक टाँस, आ भगैतिक सुर छलनि कंठ मे, केकरो मोहित कें राखै छलनि। बीस-बाइस बर्खक एकटा लड़की फनींद (फनैद) कें दुखन धामिक संग बियाह ऐ कबुल बची पर एकी भ गेलनि जे पाँचो बेटा-बेटीक निमरजना हम अपन कोखिक बेटा-बेटी जेकाँ करबै। दुनूक बियाह भेलनि।

पृ०-६६

ओना अपना मे मन मे छल जे दुखन भगत सँ भौतिक संबंध मे
कुनो मुद्दा से मेल नहि। कोसिते दुखनभगतक समदाही स्त्री,
(माने दोसर विआही) समदाही ए दुआरे कहलौं जे जखन रूपनी
अपन परिवारक विचार सँ छिटकि (छिटैक) दुखन भगत पर
आसक्ति भ' गेली, तखन भौतियो समाज आ गामोक समाज
सँ संबंध स्थापित [illegible] तैं समदाही स्त्री। मुदा
रूपनीक विचार से नहि छलनि, ओ स्वयंवरी विआह
मानि अपना कें बियौती स्त्री मानै छथि। खैर जे अछि
ओ दुखन भगत आ रूपनीक बीचक अछि। तइ
सँ हमरा कोन मतलब; छिपली मे दु कप चाह नेने
रूपनी एकचारी मे पहुँच बजली- 'पानो खाइ छी कि
सिगरेट पीबै छी?'

रूपनी हाव-भाव आ बेवहार देख अपन मन सीक पर
लटैक गेल। एक दिन देखी जे जे बौस धरती पर देखै
ओकरा जँ धरक चारक मे लटकल सीक पर रखि दियौ
ते ओ अनेरे ने धरती सँ उठि अकास छुवि लइत
आ दोसर दिन दुखन भगतक दशा देखै छी जे
अइ जुग मे दुनू आँखि मरा काढ़ि काढ़ि रहल छथि।
[illegible] अपने त सर्व भक्षी छी। चाहो पीबै छी,
कौफियो पीबै छी, सिगरेटो पीबै छी आ बीड़ियो त
पीविते छी। तइ संग तमाकुलो खाइ छी आ भाँगो
गांजा त पीबिये लइ छी। तैं अनेरे फुरा कें कि
बजितौं। सरदरे बजलौं- 'धरवारी कें जे सब-
जुड़तनि, सब खाइ-पीबै छी।'

ओना दुखन भगत सेहो सबरसिया लोक, मुदा
जिनगी टुटने बेचारे एकरसिया भ' गेला। चाहे टा पीबै
छथि। चारि घोंट चाह पीविते दुखन भगतक मन
फलशलानि। फलैशिते बजला- 'यार, दुनियाँ मे जँ ककरो
पतनी अछि तँ हमर रूपनी अछि।'

पृ०- ६

दुखन भगतक पत्नीक प्रशंसा सुनि बजलौं- यार, मानि लेलौं जे अहाँक जोड़ा घरवाली दोसर कें नहि छै मुदा अपनौं आँखि मे इजोत देना ओते से आन घरवाली आनि देत।'

ई उमर बात सुनि जहिना दुखन भगतक मन मे उत्साह जगलनि जे शरीर सँ पूर्ण स्वस्थ छी, आँखिक चलैत अथबल भ' गेलौं, तहिना रूपनीक मन मे सेहो जगलनि जे आबन धरि जे कुछो छलौं जे बन्न आँखि मे इजोत नइ अबै-ए, से बात नहि अछि। पति कें मानै दुखन भगत कें अगुअबैत रूपनी बजली- 'हम त मोंगी- मेहरि भेलौं, नइ कुछो छी, जँ आँखिक इलाज होइत होए त करा दिऔं, जाबे जीब गुण गबैत रहब।' जेना जे खर्च पड़तनि तेकर ओरियान हम करब'

रूपनीक विचार सुनि मन मे खुशीक एक नव रूपक दर्शन भेल। मुदा तेकए समेटि कें मनें मे चौपेत रखि बजलौं- यार, अहाँक मैरिया मे कहै सब जीबैं छथि? जेना अपन परिवार मे मृत्युक घटना भेने मन पीड़ा जाइ छै तहिना दुखन भगतक भेल। बजला- कियो ने जीबै-ए। हमही टा जीबै छै, जहिना कोनो गाछक डारि-पात कटि गेने गाछ ठुठ भ' जाइ-ए तहिना ठुठ भेल पड़ल अंतिम दिन गनि रहल छी।'

ओना दुखन भगत बौधिक क्षेत्र मे अगुआएल जरूर छथि से छथि मुदा संगीत कला मे। जीवन-क्रियाक बोध ओते नइ छनि जते सँ जीवन सुचारु ढंग सँ चलै-ए। ओना मन आ शरीर दुनू दू छी। मनक दुनियाँ अलग अछि आ शरीरक अलग अछि। जहिना मनक दुनिया अगम अछि तहिना शरीरोक दुनियाँ अथाह अछिये। लाखो रंगक रोगक आक्रमण जहिना शरीर मे होइ-ए तहिना मनो मे होइते अछि। मुदा जते पियास अपने लगल अछि ततबे पानि खगता ने अछि आ कि समुद्र उपदेक माँज का

अपन जे जीवन अछि ओ कैना दौड़ैत अंतिम साँस धरि चलत
ततबे रवगता ने अपनें अछि। तइ लै जेहेन जीवन धारित (धारण)
कैने छी- तैही अनुकूल नै अपन धारणा बना चलैत ~~धारिया कौर्बे~~
चलब। तइ मैं दुखन भगत एक भग्गु छैला। संगीत
कला खासकए भगैतिक गायन मे त दुखन भगत सिद्ध
हस्त छैला मुदा शरीर क्रिया मैं अनाड़ीक अनाड़िये रहला
जेकर परिणाम भेलनि जे सत्तरि बर्खेक (उमेरक) पछाति
आन्हर भ' गेला, जे पाँच बर्खे सँ चौसिओर काटि रहल
छथि।

एक त दूरक सफर कैनें गेल छैलो, तइ पर रतियो
बेसी भेल जाइ छल तैं सब विचार कें मौकूत बजलो-
यार, अखन आँखिक इलाजक भार लेलौं, तखन पान-
सात दिन मैं फेर अबै छी, परिचितै डॉक्टर सब छथि
तैं अहाँ बुझि लिअ जे बीचक जे दिन अछि ततबे
दिन आन्हर छी। अखन थकलो छी आ आँखी सँ देखै
भसिआइ-ए।'

जहिना दुखन भगत तहिना रूपनी विचार सँ प्रभावित भेला।
प्रभाव मे आबि दुखन भगत बजला- यार, अखन भगैतिक
विषय मैं पुछलौं, तखन पहिने यैह कहि दइ छी। हमर
मात्रिक धरमपुर अछि। धरमपुर परगनो छी आ गामो अछि
ओतै सँ हम हाइ स्कूल तक पढ़बो कैलौं आ भगैत
सेहो सीखलौं, मामा हमर पार्टी (भगैतिया पार्टी)
चलबै छैला।

बीचे मैं बजा गेल -' ओ केहेन भगैतिया छैलाह?'
दुखन बजला -' ओ त सोलहो आना रमता भगैत
छैला। जहिना अपना सब इलाका मैं रामलीला पार्टी
कृष्णलीला रास गामे-गाम होइ छल तहिना भगैतिया
पार्टी भगैतक सेहो होइ छल। ओइ मैं कते रंगक छल
मुदा ओतै पहाड़ धुनैक कोन रवगता छलनि, खाली
धरम राजे टाक गबै छैला। सात दिनक डुनकर भाँज
छलनि। दस गोरेक पार्टी छलनि, झाड़ि-मिरदंगक
संग गबै छैला। एक धुन, एक लय, एक स्वर मे चलै

कथा- भगैत - पृ०- ५

बजलौं - 'कते दूर धरि ओ घूमै छला।

दुखन भगत बजला - 'अपन इलाका त छलनिहेँ। दछिन मे गंगा किछेर, पुब मे कमाख्या आ उत्तर मे सप्तकोशी (सतकोसी) क तक इनका लोक कमाख्या भगैतिया रूप मे जनै छलनि।'

बीचे मे बजा गेल - 'पछबरिया धारक सीमा नइ कहलियैऽ'

पछिम सुनि दुखन भगत मुस्की मारलनि। मुसकुराइत बजला - पछिम मे कमला धारक इलाका मे कमला गीत चर्च छल, ए·जहिना धरमराजक भगैत झालि- मिरदंग पर आठ- दस गोरे मिलि गबै छथि तहिना कमला सेहो भगैत सेहो होइ-ए, ओइह ए· इनका सबहक पछबरिया सीमा छलनि।'

ओना आरो बहुत बात कुरेक छल मुदा मानस भ' गेने बहीनक ऐलाम सँ तते हकबाहि भेल जे आगुक बात बाकिये रहि गेल। ओना अपनो मन धकान कुआरे छटपटाइत रहै जे कखन विछान पर जाएब। बजलौं - यार, अरबैन धुइये दिअ।'

दुखन भगत बजला - 'आगुक गप कालि हेतइ।'

बजलौं -' कालि भोरे चलि जाएब। एको दिन गाम छोड़ै छी ते तते बिढ़ेत होइ-ए जे कि कहब!'

जिज्ञासा भौत बजला - से कि, से कि, यार?'

बजलौं -' जनिते छी जे खेत-पथार, अपना रहने गिरहस्थी करै छी। बाड़ी- झाड़ी सेहो लगौने छी। एको दिन जँ सून रहल ते तते ने उजाड़ भ' जाइ-ए जे कते दिनक केलहा पानि मे चलि जाइ-ए।'

दुखन भगत -' से कि?'

अपसोच भौत बजलौं -' यार, जहिना नील गाइयक उपद्रव अछि तहिना सुगरक सेहो अछि, तइ संग गाम मे तते ने बानर आबि गेल अछि, जे दिन-रातिक ओगरबाहि लगि गेल अछि। तैँ नइ रहब।'

तृप्ति (तिरपित) पियासल बच्चा जहिना माइयक हाथ मे गिलास देख होइ-ए तहिना दुनू परानी दुखन आँखिक इलाज भेला। समाप्त २०।०९८

पृ० २

भवनगरबला कें गामक पहिलुकीक कारण दोसर छनि। दोसर कारण छनि जे अदौक गाम भवनगर रहैने अहिना एकदिस अनेक बरबारी भरैबला बाधक बधबला (हरबबार) अखनो खाद-पीतक घर बना बास करितो अछि आ जहियो सँ गाम भेल तहियो सँ पुस्त दर पुस्त, अछिए रहैत सेहो आबिये रहल अछि, आबनो अछिये। तेँ कि मिथिला मे ओहन घर-दुआर, माने रहैबला नइ अछि जे-मे एक सनोर मे बैस हजार लोक पंकित बद्ध खा नहि सकै छ। तेहनो त अछिये।

खैर, जे अछि, अछि तेँ मिथिलेक माटि-पानि, भाषा, संस्कृतक बीच मे तेँ सेचमेच करिते छथि, सब विचारियो रहैबे केल छथि आ जे सत लगै छनि से कतो। ओना भवनगर कें आन गामबला सब अनेको नाम देने छथि, कोनो गामबला कहै छथि धनहा गाम, त कोनो कहै छथि फलहा गाम, कोनो कहै छथि कोढ़ि-कुजराक तरकारी गाम त कोइ कहै छथि चोरहा गाम। ओना रंग-बिरंगक नाओ सँ भवनगरबला चिन्तित नहि अछि, तेकर कारण इ जे गाम त जुगानुकुल (युगानुकूल) बढ़बो कौ-ए आ घटबो त करिते अछिये। तइ मे गाम कें (भवनगर कें) एते त प्रतिष्ठा भेटिये चुकल अछि जे विद्वानक गाम, डॉक्टरक गाम, प्रोफेसरक गाम, मास्टरक गाम, किसानीक गाम, चपरासीक गाम इतिहासक पन्ना मे नइ कहाएल अछि सेहो बात नहियें अछि। तेँ सब किछु अंगेजल गामबला छोट-मोट मान-अपमान कें पाइनिक बुलबुला (बरखा पाइनिक) जेँका बुझै ए जे जहिना अकास सँ खसल तहिना धरती मे सोखा जाइत। तइ लै अनेरे महाकालीक आराधना छोड़ि बातक बतंगर करै मे लागब नीक नहि बुझि धियाने सँ काते रहै छथि।

तेँ कि ओ (भवनगरबला) अपन उपर लागोल अपमान-उपनाम सबहक सफाइ नइ दियै चाहै छथि सेहो बा... नहियें अछि। सबहक सफाइ सार्वजनिक रूप मे दियै चाहै...

पृ०-३

हृदयखोलि छाती तानि भवनगरबला सब सार्वजनिक रूप मे कहै छथि जे धनहा गाम भवनगर छी। से ओहिना नइ ने भेल अछि विद्वानक गाम रहने विद्वत् जन गीता कें पुजक पाठ नहि बुझि आंगिक क्रिया बुझि अंग्रेज भेने छथि जाहि सँ एते विश्वास त छथिहे जे आदि कृष्ण अर्जुन कें कहलखिन जे कर्मक फल ओहने होइ छै जेहेन कर्तीक कर्म रहल। जखने कर्म धर्म मे अबै-ए तखने अर्जुन सन अर्जन (अरजन) शक्ति आबिये जाइ-ए। तैं जँ आन गाम वला सब धनहा गाम कहै छथि त एते बधाइक पात्र त छथिये जे अहिना अयोध्याक शासक दरबार मे बधैया गीत- गौनिहार छला।

दोसर भेल फलहा गाम। एक त विद्वानक गाम भवनगर सब दिन सँ रहल, तइ पर जनक जी सन-सन हर जोतिनिहार सब दिन सँ रहले आएल अछि। केना नइ जोतत? मिथिला कि जर्मनी, इंग्लैड सन देश जेकाँ लोहे-लक्कड़ पर ठाढ़ अछि, ओ त अपन माटि-पानि, नदी-नाला, बाध-बोन, झरना-पहाड़, गाछ-विरीछ, जीव-जन्तु सँ तेना भरल अछि जे अपने-आप मे सघन बन सेहो बनल अछि, आ भरल-पुरल सागर सेहो बनले अछि, तेँ नाम जँ किओ फलहा गाम कहै छथि त ओ जरूर देखल-सुनल बुझल-गमल बात रहला अछि, तैं हुनका धन्यवाद किअए देबैन हुनका फलबादे देब बेसी नीक हएत।

तेसर भेल. कोइर-कुजराक, तीमन-तरकारीक गाम। भाए ओहिना नइ ने लोक कहै छथि, अपन अनुभव सँ कहै छथि कि जे जाबे धरती कें कोड़ल-कमाएल नइ जाएत ताबे तीमन केना तरकारी बनै-ए आ तरकारी केना तीमन बनै-ए से थोड़े बुझबै।

चारिम भेल- चोरबा गाम। जे किओ चोरबा गाम कहै छथि ओहो कोनो खिसिया कें नइ कहै छथि, जँ खिसिया कें कहैतथि (कहितथि) त दोसर रूप होएत मुदा से नहि ओ सोलहो आना देखल-बुझल बात कहै छथि तैं ओ सबसँ बेसी बधाइयोक अ

पृष्ठ-४

धनवादोक पात्र छथिये। ततबे नइ जँ इमनदारी सँ देखल जाए त ओहू सँ (माने बधाइयो- धनवाद) बेसीक पात्र ओ छथि किअए त ओ भवनगरवलाक सब किरदानी आइये सँ नहि सब दिने सँ देखैत आबि रहल छथि जे केना भवनगर वला अनकर पुस्तकालय देखैत- देखैत पसिनगर किताब चोरा कैं बैग मे राखि लइ छथि, तैं जँ ओ करै छथि ते कौनो अपराध नहियें कौ छथि। तहिना ओ आइस्क भवनगरवलाक चालि बुझै छथि सेहो बात नहियें अछि सब दिन सँ देखैतो आ सुनैतो आबिये रहल छथि जे केना अनतै जा-जा ज्ञान- सब आनि-आनि ओकर चोरी नइ कौ छथि। तहिना आन गाम सँ बुरि सब सेहो चोरा- चोरा अनबे कौ छथि। ई त भेल क्लास वन एक नम्बर चोरक सबहक सूची; दोसर नम्बर फुलवारीक मालीकक लिअ। देखवारक माली जखन आने-आन एज दरबाजक फुलवारी सँ ललचकर फूल सबहक बीजो आ गाछो जे किछु देखाइयो कैं आ किछु नुकाइयो कैं अनतौ रहलो अछि आ अखनो आनि रहल छथिये। सेहो बात नहियें अछि, तैं जँ कियो चोरवा गाम भवनगरवला कैं कहै छथि ते भवनगर वला कैं मन मे मिसियो भरि दुख किअए हेतनि! स्पष्ट हुनका सबहक बुझब छनि जे जँ गोवर खतौक फुलाएल कमलक फूल छी, तइओ ओ कमले ने भेल।

परिवारक बात त छी नहि, गामक बात छी, सुनीता सुचिता, सुशीला आ सुलेखाक जनम एके मुहूर्त एके दिन भेल। कहब जे, जन्म भगवानक देल छिअनि तैं ओ असंभव नहि भेल मुदा चारूक नामक पहिल अक्षर 'स' एक केना भेल? केना सोंसे गामक दाय-माए कैं ऐहेन एकरूपता सुझलनि जे चारू गोरके नामक 'स' सँ लगा देलनि। मुदा किछु छथि ते भवनगरक दाय-माए छथि, किए तैं पोथी-पुराण सँ हटि कैं थोरे चलती। माए, रस्ता दिशा कियो बिदा हएब आ इ बुझबे नै रहत जे कतऽ जाएब तखन डेग केम्हर मुँहे उठत। मुदा से थोड़े भवनगरक दाय-माय छथि, ओ प्रौढ़, परिपक्व दाय-माए छथि, किने, तैं समयकेँ दु भाग मे बाँटि, शुक्ल- कृष्ण दु पक्ष केने छथि। शुक्ल पक्ष मे जन्म भे

कथा - याददास्त — पृ० १

आसीन इजोरियाकें चारिम चान जेकाँ जीवानन मास्टर सहाएबक रूप आइ भोरे-भोर देखलियनि। देखिते मन तिरपित भ' गेल। तिरपितो कैना ने होएत, जइ समाज मे माए-बापक बुढ़ाड़ियै छुट्टि रहल अछि तइ सँ पूर्वे समापत भ' रहल अछि, तइ समाज मे जे पेंसठि (पैंसठि) बरखक अवस्था मे बेटा कहि देलकनि जे जहिना अपने पढ़ाइ छोड़लौं माने इस्कूल कओलेज सँ तेकर अगिले हाइ स्कूल मे पढ़ौनी शुरू केलौं जे काज साठि बरखक अवस्था मे ओ काज (पढ़ौनी) हाथ सँ छीना गेल, आब अहाँ बूते ल' क' इंजीनियर बनल थोड़े हएत, मुदा अकाजक लोककें त ई दुनिया रसपान करबै नइ अछि, तैं जे काज हाथ सँ छीना गेल ओइह काज अपन परिवार मे बाल-बच्चाक बीच करू। चारि टा पोता-पोती अछिये। मासे-मास अपनो पेन्शन भेटिते अछि खूब उड़ाउ-पुड़ाउ, फगुआ खेलू आ दिवालियो मनाउ। मास्टर सहाएबकें देखिते प्रणाम कैत कहलयनि- काका, भगवान केकरो परिवार देखिथिन ने अहाँ के देखलनि। तैं सुख-सुविधाक विषय मे किअ पुछब। मुदा कुशल-क्षेम नहियो पुछब से उचित नइ हएत तैं पुछै छी, चैन सँ रहै छी कि ने?

मास्टर सहाएब दोहरी धारक पेट मे पड़ि गेल छथि, दुनू दिस जहिना धारक पानिक पत पनिडुब्बी कुर्के छोपे तहिना पनिडुब्बी सेहो आगू मे छथिहें। तैं मन मानिये ने रहल छलनि जे चैन सँ रहै छी कि बेचैन सँ, मुदा लोको कि ने जेकरा अपने लेहाज नइ छै। एक रूपे त ओहो त ओहिना लाज छीहे छिपा कें रखै-ए तहिना लाजो ने खुलि कें कहै-ए जे कुछ बनबाइ छोड़ि दे हम तोरे घर बास करब। ओना मास्टर सहाएबक आगू मे हम बचकन छीहे। मुदा प्रश्न त बचकनक नहि चेस्टकनक अछि, माने अपन जीवन अपन लोक अपन सोच- अपन विचार कते दूर धरि अछि। ओना जीवानन काका कें जहिना दुनियाँ कें भौगोलिक रूप मे देख रहला अछि तहिना सेवा निवृत्तिक पद्धति जे अध्ययनक विषय

पृ०-३

मुदा ओ तरमुँहा भेला कि उपरमुँहा से बुझबे ने केलौं। अपने जीवानन काका हाइस्कूल में शिक्षक छैला बेटा कॉलेजक शिक्षक भेलाति कि लोअर प्राइमरीक से भाँज पा चढ़बे ने केला।

कमरसारिक काजे आएल रही तैं भोरे-भोर जीवानन काका सँ भेंट भेल छल। गप-सपक क्रम मे जीवानन काकाक परिवारक भाँज लागल जे दुनू बेटा कहुना लगबैत रहइ। आ अहिना अपन कमाइ पढ़ै-लिखै मे लगबैत एलौं, तहिना परिवारक बच्चा सब कैं पढ़बैत एलौं तहिना बच्चा कैं लबन्ना पा बोसि पढ़बैत रहइ। परिवारक कोनो भार अहाँ उपर नहि। माने-खाए-पीबै कपड़ा-लत्ता, घर-दुआरक कमावे। पढ़ै-लिखैक तेहेन लत जीवानन काका कैं लगि गेल छलनि जे किताब किनैक पाइ कैं ओ धरमक काज बुझैं छैला तैं सूदि-सवाइक भाँज नजरि प कहियो चढ़बे ने कैलाति। अध्ययनक दिशा बदलने माने इ जे जे जीवानन काका भूगोलक विषय मे समयो आ टको खर्च कैलनि ओ बदलि कैं धर्मशास्त्रक विषय दिशि आबि गेलाह। तैं वेद-पुराण, उपनिषद, सँ लऽ कऽ तुलसीकृतक रामायणक संग आ चन्दो झा आ लालोबदासक रामायण तक कीन अपन बैसार घर सजबैत आबि रहल छथि।

ओना रही कमरसारिक (कमरसारि भेल बरही ऐठाम) काजो रास्ता मे, दुर्गापूजा आबि गेल अछि अरखने सँ ने हँसुआ पीजा कैं रखब। गामोक ठाकुर (बरही) कि आब ठाकुरे रहल ओ त महाठाकुर बनि गेल। माने इ जे जइ बरही ऐठाम बीस टा हँसु धार कौं पहुँच गेल, तैकरा भरि दिनक (माने आठ घंटाक) काज लगि गेलइ। हँसुआ कैं पहिने भाथी स मे आगि सुनगा ओकरा ताव (ताव माने ओहन आगिक ताप बनाएब जइ मे लोहाक हँसु काज कौं जोगर बनि जाए) बनबे पड़ै छैलै, तइ मे हँसु राखि भाथी चलबै पड़ैत रहै छलै। जखन हँसु आगि मे धीप अगिल काज (माने रेती सँ रेतै ओकरा, जइ सँ पुरान हँसुक पुर

कथा - याददास्त - पृ०-५

मुदा आबन धरि जे परिवारक ममत्व, जीवनक देखलनि, ओहि अनुकूल जीवानन्द काका बजला - ' बौआ, परिवार मे जँ ऐना कहि बची क 'क' काज आदृस्त तखन बिसवास बिसबासक जगह कतऽ रहत।

अपनहि वैचारिक विचारक हिसाबे जीवानन्द काका बजला। तैं विचारकेँ आगू बढ़बैत बजलौं - ' काका, बच्चा सब पढ़ै मे बढ़ियाँ अछि कि ने ?

हमर प्रश्न सुनि जीवानन्द काकाक मन जेना चनिएलनि। चनिआइतेँ चैनक झलक अबै लगलनि बजला - बौआ बेसी सँ कि कहब। एक परिवारक चारि बच्चा छी। ५ टा अबोध अछि जे पढ़ैक पढ़ाइक जगह अबै धरि छीहि आइ-ए। मुदा ५ टा जे कनी चेष्टगर अछि तइमे एकटाक याददास्त नीक अछि, आ दोसरक कमजोर अछि ओहि सँ कहि जीवानन्द काका गुम भ' गेला। गुम होएक कारण भेलनि जे एक त परिवार सृष्टिजन छी, तइपर जिनगी भरि शिक्षण काज सँ जुड़ल रहलौं। इस्कूल मे त दस गामक दस रंगक विद्यार्थी अबै छल, समय कम रहै छल, ठीक से ने बुझा पबै छेलिऐ, आ ने अपने बुझि पबै छेलौं, समय बीतैत-बीतैत बीत गेल। ऐठाम त ऐ नहि अछि परिवारक बच्चा छी। अगिला पीढ़ीक तैयार करैक जिम्मा कन्हापर अछि। मन कड़ुआ लगलनि। अहिना धार मे कड़ुआइरिक चालि सँ नाव कखनो घाट सँ अघाट दिशि जाइ-ए त आ कखनो अघाट सँ घाट दिशि अबै-ए मुदा नैया नाविक त मात्र कड़ुआरि चलबै-ए, तैं कि ओ ई नइ बुझै-ए जे नाव कखन अघाट दिस गेल आ कखन घाट दिशि आएल ओ त जरूर बुझबै करै-ए। मुदा तैं कि ओ अपन काज बीचे छोड़ि दइ-ए। ओ त अपन गनतब (गणतव्य) स्थान पहुँचला पछातिये छोड़ै-ए।

जीवानन्द काकाक गुमकी त्यधैत देख अपन मन गुम्हरै लगल। मन मे उठल जे आइ Ajanta Officer आसीन मासक इजोरिक पक्षक (परबक)

पृ०-६८

चारिम दिनक चान अगस्त उगत, मुदा सैह चान जखन चैत मासक इजोरियाक रहै-ए, वा अखाढ़ मासक इजोरियाक रहै-ए वा माघक रहै-ए, जइ दिनक बीच एकै उतसवक माहौल रहितो, चानक रूप परिवर्तित भऽ जाइ-ए। चैतक चान जहिना वायुमंडल मे ठेंठ गरदा बालु सँ अन्हार अन्हरा जाइ-ए तहिना ने अखाढ़क मेघक बदलीहन सँ झँपाइये गेल रहै-ए। तहिना कि माघक चान अबंच रहै-ए। ओहो त शीतक लहरि सँ अपन रूप जमुना धारक कालिंदी तीर जेँका रूप पकैड़िये लइ-ए किने? उगैत-डुबैत जीवानन काका रूप एकाएक बदललनि। बदलैक कारण भेलनि जे जे पुतोहु, बच्चा, विद्यार्थी, शिक्षक बनल जीवानन काका आ तेकर इन्सपेक्टरी कर्मो छथि, ओहुना पहिने लोटामे पानि भरि गिलासक संग पहुँचा गेल छलथि ओहि चाहो नैने सेहो पहुँचलनि। भाए परिवार छी, किने अपन-अपन काजक भार अपना ऊपर मे अछि मुदा दोसरक, परिवारक आन-आनक, इन्सपेक्टरीओ नाइ केने जाएत तखन श्रम (काजक श्रम) भरैक घरैक जेनाकेँ संभावना सेहो भऽ जाइ-ए।

चाह पीबैत जीवानन काका बजला- बौआ, तोरा सँ लाथ कि, जेकरा पढ़ैने छी, ओकर यादाश्त कमजोर छै, मुदा ओकरो त मजबूत बनाओल जा सकै-ए। सैह परियास करैत चाहै छी। मुदा---?

मुदा कहि जीवानन काका फेर-चुप भऽ गेलाह। इनका मुँह दिशि ताकी त कोनो थाह ने बुझि पड़ै। मन मे उभार जे एकाएक अधडरेर पर किआए रूकि गेला। ऐहेन त भेलनि जे जहिना कोनो औरत मकानक छत पर सँ निच्चा अबैकाल आ निच्चे सँ उपर जाइ काल बीचक जे सीढ़िक घुमाव (मोड़) अछि तेहाम जा बिसरि जाइ छथि जे उपर सँ निच्चा अबै

पृ०-६

छेलौं आ कि निच्चा सँ उपर आइ छलौं। फेर दुआर जे जहिना बाट चलैत बटोही बाटक अगिला कटारि देख अटकि जाइ-ए तहिना ते ने भेलनि। मुदा से नइ केलौं। मुरदाक मुँह दिशि सँ नहि खोंचारि पएर दिशि सँ खोचारैत बजलौं - 'काका, चाह बड़ सुनर बनल अछि।'
पुतोहुक प्रशंसा सुनैत जीवानन काका बजला - 'बुझिक त देवी छथि पुतोहु मुदा मुँहक जे झनकाहि छथि तइ सँ हुनकर सब देविपन...?'

देवीपन कहि जीवानन काका फेरि मुंह मोड़ि लेलनि। मोड़ैत मुँह देख ए बेर मुँहे दिशि सँ खोरना चलेलौं। 'काका, अहाँ ते तेहेन मोड़ पर आनि अपन विचार कैं छोड़ि दइ छियै जे मन मे ओ भौतिया जाइ-ए।' कनी...।'

हमर इशारा जीवानन काका बुझि गेला। बच्चाक बात अपना उपर लइत जीवानन काका, जहिना समाज मे धीया-पुताक कैल गल्ती कैं माए-बाप अपन उपर लइत (लैत) दोखी मानै छथि तेना जीवानन काका नइ केलनि अपन विचार छनि। जइ अनुकूल बुझै छथि जे बच्चाक गल्ती कैं प्रायचित (पराछित) प्राइसचित) हेबा चाही नहि कि ओकर गल्ती के अपना सिर ओढ़ि छोड़ि देबा चाही। तइ बीच पुतोहु पान नेने सेहो पहुँचलीह। पान देख जीवानन काका मन एते फुला गेलनि जे ओ हमरा केजरीवाल इसकूलक संआरईक विद्यार्थी आ अपने शिक्षक बनि गेला। बजला - 'बौआ, अपन यादास्त त सब दिन सँ नीक रहल मुदा औरो आब डोल-पता कौं-ए।'

जीवानन काकाक विचारक गहीरपन देख बजलौं - 'से कि काका?'
(हिय) हीय खोलि जीवानन काका बजै लगला

बौआ, सब दिन भूगोलक शिक्षकों रहलौं आ विद्यार्थियो रहलौं। दुनिया कें भूगोलक नजरियें देखैत-सुनैत रहलौं। सह दउत बजलौं -' से तें अहाँ मधुमाछी जेँका जहिना धातिफुलक रस लोलियें तहिना मोधो त दैवे केलियै किने?'

जीवानन्द काका मन मधु सुनि मधुआ गेलनि। जइ सँ हृदय पघिलै लगलनि बजला -' बौआ, पाँच साल सँ भूगोल पढ़ाएब छुटि गेल अछि। आब अपनो ने पढ़ै छी। जेकर भूगोल छियै से अपन जानए।'

जेकर भूगोल छियै, से अपन जानए सुनि मन मुस्कुराएल। जे भाव जीवानन्द काका बुझि गेला, तैं बौलती बन्न कैने रहला, मुदा किछु बजलौं नहि। ओ आगू बजलाह -' बौआ, नारायणी नदीक विषय भूगोल मे पढ़ने छी। महादुष्ट नदी अछि। जहिना कमला-कोसी अछि जे गामक-गाम कें उपटबैत रहै-ए तहिना नारायण नदी सेहो अछि। अखनो ओहिना मन मे झक-झक करै-ए। मुदा आब जखन शास्त्र मे नारायणी नदी पढ़लौं हेन आ बुझलौं हेन जे नारायणी नदी पवित्र पावनिक पनधार छी जे जइ मे नर-नारायण मिलि स्नान करै छथि, से पढ़ि जेना अपन यादास्ते चौपट बुझि पड़ै-ए। केना कहौं।'

समाप्त

१५।१०।०१८

कथा - एकरबा बानर - पृ०-१

आसिनक दुर्गापूजाक संगे, कोजगरो भ' गेल। कातिक तेसर दिन बीतरहल अछि। ओना गामक लोक सब बजै छथि जे जुग उनैट गेल। से बजै छथि दू टा चीज देख कें, पहिल जे तेरहम मास जे कातिक मानल जाइ-ए से अगहन (अग्रहन) भ' गेल, माने कतिका धान भेनै आ दोसर जे हैदरावादी किसमक ओलक उपर भेनै। कहैत छथि जे सुआदे खतम भ' गेल। जखन ओल मे कबकबिये नहि तखन ओ ओल कैना भेल? सनइक नामक पाद्धु ओकर गुण-धर्म अछिये। तइ संगे ओलक बढ़बारि (देशी) अधा सेर प्रतिवर्ष अछि। जे तीन सालक पद्धति भूमि सँ उखारब ते डेढ़ो सेर हैत कि नइ। तैठाम जँ तीनिये मास मे छ किलोक ओल बढ़ि कें भ' जाए, ते जुग उनटब भेल कि नहि। पाँच बजे भोरक समय भिनसर नइ भेल हल रबिनाथ भाए, 'रोड ध'क' नहि घुमै छथि; बाधे-बोनें घुमै छथि, तही रुटिंगक (कार्यक्रमक) हिसाब से पछबरिया बाध बोन दिस घुमै निकलला। सड़कक बगल मे गाछी-बिरछीक क्षेत्र अछि, तैका पछिम बाध अछि। बाधक माने भेल खेती-पथारी कॉवला आ बोनक माने भेल गाछी-बिरछी।

बाधक बीच एकटा कट्ठा डेढ़ेक परती अछि और परतीक बीच एकटा कहिया-कतक साहोरक गाछ अछि। बर-पीपर जेँका ने लतड़ल-चतड़ल अछि आ ने ताड़क गाछ जेँका पुरहिसाहे अछि। सब सिरखारे त बरे-पीपर जेँका अछि मुदा पहाड़ी क्षेत्रक लोक जेँका घुटमुटाह त अछिये। मुदा तैँ कि आन गाछ सब सँ कम रुआबी अछि सेहो बात नहिये अछि। कोरियने ओकरो (माने साहोरक गाछ कें) एते दाबी त छइहे जे ढेंवा कें हम अपना उपर नहि रखसैं देब, तेहेन रहक त छीहे। जुग-जुग सँ जे बात सब, सब कुहुकैत बजैत आबि रहला अछि, से झूठ कैना हैत। कहलो ज जाइते अछि जे अपने कैने गायक घी, अपने कैने महीसिक घी होइते अछि। इ त निर्भर करैत अछि घीक चाहे केनिहार कैहेन अछि। जँ गाइक घी पसंद होइ छथि तँ गाएक घी कें पसिन करता, नइ त महीसिक। ओहो साहोरके गाछ लग पहुँच रबिनाथ भाए बाधे दिस नजरि उठा कें देखलैंन त, सतरंगी रंग कहियौ आ कि धानी रंग, मे बाध नेहाएल-सोनाएल बुझि पड़लैन।

पृष्ठ 2

गामक सालक भरिक बेरा पार, होइत देख रविनाथ भाएक मन खुशी सँ कुदि उठलैन जे साल भरि भोजनक अभाव गाम मे नइ रहैत। किअए ने मन कुमकी पड़ि कुमतैन जे गामक मनुष्य एक दिन टपने उनतीस दिनक माघक परवाहि केने बिना आशंका मे जीबै-ए तेँ गाम साल भरि त बहुत भेल। ओइ हिसाबे केता साल सँ पहिने एकरा बानर एकराइते निकलल, ओकरा सबहक माने बानर सबहक निकलैक कि हिसाब छै से त ओकर सब जानत मुदा रविनाथ भाए देखलैन जे एकटा जुआएल. पकठाएल, अनठाएल मोटगर डटगर बानर गाछी दिस सँ बाध दिस आबि रहल अछि। असकर बानर (एकैटा) कें देखिते रविनाथ भाएक मन हनुमान जी पर चलि गेलैन। ओहो बेचारे असकरे जीवन भरि राक्षस सब कें खेहारैत खेहारैत [illegible] भरि त्रेता जुग रहि गेला। जहिना नारद बाबा स्वर्ग सँ नर्क आ देवलोक सँ मर्त्तलोक सदिकाल टहलैत रहै छेला तहिना रविनाथ भाएक मन एकडायरे बानर जेँका टेकार मनुख पर सेहो गेलैन। असकरक जिनगी, असकरे लोक खेत-पथार, बोन-झार सँ कमा कें लौत आ। के चुल्हि लग बैसि भानस करत। से नइ करत ते खाएत केना आ नइ कमाएत केना। नइ कमाएत त अबैये ले किअए। एबे कौत ते पाछु कें भैंसत जखन लोक खा-पी नेने रहैत। तही बीच देखलैन जे खेत सबहक धान निहारैत ओ एकरबा बानर असकरे एकटा खेतक ऊँचगर आड़ि पर बैसि धान खाए लगल। कनी कालक पछाति बानरक जेर करीब तीस टा पतिआनी लगल बाधक खेत सब मे बैसल। कर्णपुर मे कहियो बानरक बसेरा नहि भेल छल। आइयेँ नहि सब दिन सँ कर्णपुर गाछी-कलम सघन रहल अछि मुदा बानरक बसेरा नहि भेल छल। कहब जे कर्णपुर गामक मौसम बानरक अनुकूल कि नइ अछि सेहो बात नहियेँ अछि। एके इलाका मे किछु गाम ऐहेन अछि, जे गाम मे बानर सब दिन सँ रहल अछि। मुदा कर्णपुर मे बानरक बसेरा कहियो ने भेल छल।

एकाएक कत' सँ एते बानर गाम मे आबि गेल। मन पड़ि गेलैन दू मास पहिलुका बात, जे शिवनाथ भाए कहने रहथि [illegible] जे राति कें एक ट्रक बानर गामक गाछी मे आनि कें छोड़ि देलकै अछि ओइ बानरक झुण्ड बनि, बाध-बोन मे उपद्रव करै-ए।

पृ०-३

एक त बानर चरि-चकिया गाड़ीक अन्तिम प्रोडक्ट छी, माने चौपायासँ आन-आन जानवरक ओहि सबहक अनुभवकेँ नीक बनबैत प्रोडक्ट भेल अछि। जइ दुआरेँ आन-आन चरि-चकिया सँ एहो सुरक्षित त अछिये जे जँ कोनो आड़ि पर बैसि वा खेतमे खाने ना आने अजात खाएत रहत आ जहाँ जँ कहाँ-कहाँ रुपि जाएब ते ओ घुरियो के ने देखत मुदा जँ ओकरा कोनो उपद्रव करबै तखन ओहो तँ राम-लक्ष्मणक महावीर भक्त त्रेता जुग सँ आबि रहल अछि। तइमे हनुमान बाबा सन बाबा छथिये जिनका बिनु घरेबालीक परिवार छनि।

ओना साहोरे गामक निच्चा मे बैसि रविनाथ भाए हिसाब जोड़ि रहल छला जे जहिये हिसाबे बानरक आगमन गाममे भेल अछि तइ हिसाबे साल भरि मे खाएत करैते आ उपद्रव सँ नोकसान (दुइर) करैत करैत। जखन नान्हि-नान्हि टा मुसे-बानरक हिसाबे-उपजाक छअम भाग खा जाइ छै, तखन ओकरो बनाए। तइमे गाय-महींस जेकाँ दूधो ने दूधे देत भैंसा खस्सी-बकरी जेकाँ मांसे देत आ बड़द जेकाँ हरे-गाड़ी खींचत आ ने घोड़ा-हाथी जेकाँ सवारियेक काज करत। पाँच टा नीलगाय किसनपुरक बोनमे अछि सेहो ते गामक खेती-पथारी रोकि देलक; रोकब भेल जे ततेक उपद्रव करए जे किसान खेती करब छोड़ि देलनि, तहिना सिन्नुरपुरा गामक खेती बारह-चौदह टा बोनैया सुगर सेहो दैते अछि। कोनो गरे रविनाथ भाएकेँ हिसाब बैसबे ने करैन। मुदा लगले मन मे उठि गेलैन जे अनेरे कोन जानवर सबहक ओझरी मे ओझरा लगलौं। अपने जिनगी तेहेन पहाड़ बनि गेल अछि जे पाड़ करब पार ने लगि रहल अछि आ गामक बोनक भार हमरा करैते उठत। ओ त उठत ओकरे जे करैते ने जेकर भार छिऐ।

रविनाथ भाए बाबा साहेब भीम रावक अंध भक्त श्रवण कुमार जेकाँ छथि। जहिना भीम सहाएबक जिनगी एकटा खुल्ला दस्तावेज अछि तहिने दस्तावेज बनबै पाछु अपनो लगाएल छथि। ओहुना भीम सहाएबक मन मे के दर्शन, अपन शक्तिके दर्शन, तइ अनुकूल जीवन-धारण केने छेला। संविधान सभा मे भीम सहाएब एक-एक जन कैँ मोहक बोटक पति आनी मे आनि के रखि देलैन। मुदा जीवन त ओइ सँ हजारो कोस दूर अछि, जेकरा पाड़ करब सबकेँ अपन-अपन दायित्व अछि। ओना रंग-रंगक चश्मा सँ भीम सहाएब केँ सेहो देखल जाइ छथि, आ ओइ अनुकूल करैत अपन दिशो निर्धारित कइये लइ छथि। मुदा रविनाथ भाए मे सेबा

पृष्ठ-४

नइ छलनि। माता-पिताकेँ जहिना भार बना श्रवणकुमार तीर्थ यात्रा करै विदा भेला तहिना रविनाथ भाए सेहो अपना कें बुझै छथि।

बाध दिस सँ टहलि (टहैल) केँ रविनाथ भाए दरबज्जा पर पहुँचि देखलनि कि पत्नी (सुचिता) बुझि गेली जे जते काल मे अपने हाथ-पएर (माने रविनाथ भाए) धोता तते काल मे अपनो चाह बनि जाएत। अपने जिम्मा बुझि अपन सीमाक काज मे उचित जुटि गेली। ओना बाध मे देखल बातकेँ मन मे रखने छैन जे गाम मे नव उपद्रव बढ़ि गेल अछि।

दरबज्जा पर रविनाथ भाए केँ बैसिते सुचिता चाह नेने पहुँचली। पाइनिक कोनो रुकावट मन मे उठबे ने केलैन जे पानियोक अनिवार्य (ऐनटैब)। किअए त एते बुझले छनि जे हाथो-पएर धो लइ छथि आ जरूरि होइ पानियो करै पर पीब लइ छथि। हाथ मे चाह लइत अपन शुभ सन्देश पत्नी केँ रविनाथ भाए सुनबे चाहलैन। शुभ संदेश गाम मे बानरक आगमन मन मे रहबे करैन। मुदा मुँह सँ बकार निकलै सँ पहिने तेकर लाज होअए लगलैन। तेकर कारण जे बानर कहि पत्नी केँ कहैत छथिन आ कि हनुमान जी छी। किअए त ई मनमौजी बात अछिए जे जे मन फुड़ए से बाजू। रविनाथ भाएक दशा ओहि मूर्तिकार जेकाँ भ' गेलैन जे जे मूर्तिकार मूर्तिक निर्माणक हाथ रहैत छथि, ओहए हाथ ने मूर्ति निरमि (नैम) निर्माणकर्ता सेहो बनबे-ए। जीह-जाति (जी जाति) रविनाथ भाए बजला- 'आइ नव जीवनक दर्शन भेल।'

धुकद होइत सुचिता कुदकुदेली- 'नव जीवनक दर्शन भेल, मर-र ई कि भेल।' बजइ सँ मन मे ने कोनो जिज्ञासा जगलैन आ ने कोनो विचारक अंश फुटलैन। मुदा गपक सिलसिला केँ सिलसिलेबार आगू बढ़बैत सुचिता बजली- 'से कि?'

रविनाथ भाए बजला- 'पछबारि आगक बाध-बोन दिस टहलै गेल छलौं। बीच बाध मे सारैरक गाछ लगाओल नाढ़ भ' बाध दिस हियासैं लगलौं त संतरंगी रंग मे रँगल बाध बुझि पड़ल। मन हिया-हिया हियासि रहल छलौं कि...।'

कथा - एकटा बानर - पृ० ५

'कि' कहि रविनाथ भाए चुप भ' गेला। जानि कें चुप भेला कि टूटल साइकिल जेँका एकाएक रुकैत बेकार भ' गेलैन, से त रविनाथ भाए जनता। मुदा सुचिता कें बुझि पड़लैन जे शरीरक कोनो असाध्य व्याधि मन मे नेने ते डौंड़ गेलैन। होइते एहिना अछि जे असाध्य रोगक किओ नाम नहि लिअए चाहैत अछि। अहिना पारखी डॉक्टर हड्डी (देहक हड्डी) सँ सड़ल गुड्डल खून वा सड़ल पस (खूने पस बनै-ए) के निकालै ले उपरक खून (चमड़ा कें) तइर दऽ तइर हटबैत हड्डी लग पहुँच ओकरा निकालि स्वस्थ शरीरक निर्माण करैए तहिना सुचिता जानै-कौ-चाहै छेली मुदा पतिक विसमित होइत मन कें उपरक तइर हटबैत बजली- 'ऐना जे बीचे....।'

पत्नीक बात सुनि रविनाथ भाए कें अनासुरती मन मे उठलैन जे नीक हैत पहिने बाघक रंग देखा दिअनि आ पछाति भंग देखा देबैन। रंग-भंगक आ कि रंग मे भंग, आ कि भंग मे रंग, (जेना होइ-ए) से आबन नहि, आबन एतबे बजला- 'ऐबेरक बाघक जे रंग चढ़ल अछि, ओ अगामो कें रंगि रंग चढ़ा देत।'

रविनाथ भाएक विचार सुचिता नीक जेँका नइ बुझली। भइ सँ मन भीतरे-भीतर औनाइ लगलैन। औनाएक कारण भेलैन जे पमरिया तेसर जेकाँ सब मे 'हाँ जी' करब नीक नहि, मुदा। बिनु बुझल बात बजबो केना करब। से लगले मन मे भेलैन जे ऐठाम कि कियो आन अछि जे कोनो बात बजै मे चड़ी-चोखा हएत। बजली- (सुचिता बजली) ऐना जे रंगरेज- अंगरेज जेँका अच्छा बजै- बनबै छी आ आधा छिपाइ जेकाँ छिपा लइ छी, तइ से काज नइ चलत। जखन अपना कें पुरुख बुझै छी त पुरुखपनक बातो रखू।'

पत्नीक बात सुनि रबिनाथ भाएक मन मे भेलैन जे आ, ई कि भ गेलैन। ई त ओहिने भेलैन जे कियो उपन्यास पढ़निहार पहिलुके पृष्ठ पढ़ला पर एते निराश (बिखाद) जाइ छथि जे दोसरे पृष्ठ मे रिजल्ट देखै चाहै छथि, तेहने स' ने ते पत्नियो भ' गेली। भाए जखन पति- पत्निक बीच जिनगी भरिक एकरारनामा भेल अछि तखन जँ कुदादियो मे निमाहैक रस लेब तखन कुदादीक रस भुइला पछातिओ भेटत। रसमय जिनगी

पृ० ६८

काव्यमयी दुनियाँ मे रमणैत-रमकैत चलैं, यैह ने भेल पुरुखपनक जिनगी। तहुठाम जे मरदुआर बनि अपन दरबाजाकेँ मरदुआर बनाएब त साकू-पट्टर केँ चून-तमाकुल, चाह-पान आ भाँग-चौंट पर' ढेर होत। अपन बुढ़िआएल-बुढ़िआएल मन केँ समेटि (समेट) रबिनाथ भाए बजला - 'बाधक सतरंगक रंग केँ अबैन हटबे छी, मेला-ठेला मे ते सतरंगक कि सहस्त्ररंगक सँ रंगल रहै-ए, तइ से अपना दुनू गोरे केँ कौन मतलब?'

पतिक लहकल बात सुचिता नहि बुझि पेली। बुझबो केना करतैथ, जे घाट पर लड़की खेलेनिहार अछि से ने बुझत आ जे से नहि अछि। पतिक पावन घाट मे भसैत सुचिता बजली- 'नीके कीने। कौन-मतलब अछि अनका दुनियाँ सँ, रामचन्द्र भगवान दुइये परानी राजगद्दी से बोन आ बोन से रजगद्दी देखलैन आ कि हमहूँ-अहाँ देखलौ हेन।'

पतिक टौकारा मे सुचिता देह भाँथि गेली। बजली- अनेरे कोनकि दुनियाँदारीक लपौड़ी मे पड़ैत रहब, ने हमरा दोसर पति हएत आ ने अहाँ के दोसर पत्नी। तेँ बीच मे ने दुनू गोरे लड़ैत रहब, झगड़ैत रहब, आ संग मिलि घार-घार चलैत रहब।'

अनुकूल बतावरण देख रबिनाथ भाए बजला- 'बाधक परती पर ठाढ़ भ' बाध हियासैत रही कि एकटा बानर पर नजैर पड़ल। नजैर पड़िते मुड़ी उठा-उठा देखै लगलौं जे एकेटा अछि कि जोड़ो छै।'

बीचे मे सुचिता बजली- 'जोड़ो हेबे करतै। ओहिना नइ ने अखन दिन मे टहटहौआ रौदो रहै-ए आ बरखो होइत रहै-ए, ओहू दुनूक बिआहक लगन छी। ओइ लगन मे दोनो बानर अछूत रहै-ए।'

ओना रबिनाथ भाइक मन मे जगलैन, जे एकटा लगन भेने एकोटा बानर अछूत नइ रहत, तखन ते मनुख केँ ले जे सालो भरि कोट-कचहरी से मंदिर धरि रहै-ए तखन तेँ मनुख मे छूत केना रहै-ए। जाबे छूत नइ रहै-ए ताबे छुटि केना जाइ-ए, ओ त सहजे बात छी। कनी काल चुप रहि रबिनाथ भाए बजला- बड़ी-काल तक अखन ओकरा दिस तकैत रहलौं, तइ बीच ओ बानर गाछी-दिस सँ निकैल बाधक आड़िये-धुड़े टपैत एकटा खेतक उँचका मेड़ पर बैसि धान खाए लगल, ताबे तक तकैत-देखैत रहलौं। ओ बानर असकरे

पृ०- 6

जैँका रहै।'

मुस्की दइत सुचिता बजली- 'अहूँ के ते लोक एकखे बानर कहै-ए।'

पत्नीक मुँह सँ एकार बानर सुनिते रविनाथ भाएक मन हनुमान जी पर टेक गेलैन। ओहो त एकाग्रे रूप, जिनगी भरि धारण केने रहि गेला। मुदा जहिना सइयो कोस उपरका पानिक कैँ धरती पर खसै मे मिनटो नइ लगै-ए तहिना रविनाथ भाएक मन अकास सँ धरती पर उतड़लैन। मन सँ बाधक देखल बानर हटि गेलैन। किअए ते ने आबन असकरे बाध मे छथि, जे बानरक उपद्रवक चिन्ता होएतैन आ ने कतौ आन ठाम। तइ-ठाम जँ पत्नी बजली जे लोक सब एकखा बानर कहै-ए, ते जरूर किछु बात अछि। ओना जँ ओ, माने पत्नी बड़ गिरिथानि देखी- त छुपे रहितैथ, नइ जँ मनुख रहितैथ ते तखने तेकर जबाब दितैथ, से सब किछु ने केलैन, आ हमरा सुनसान मे, माने असकर मे, सोझर सुना रहली अछि। मन कनी- कनी तिरिंग-भिरिंग सन हुअए लगलैन। मुदा लगले मन मे उठलैन जे सब धरवालीक दाब-चाप सब धरवाल सुनिते छथि, तेठाम अपनो किअए ने पत्नीक मुँहक सुनल 'एकखा बानर' हटा ली। मुदा लगले मेलैन जे, जे कोनो बात मुँहे निकलै-ए, ओ त ओकरो मुँहक ने भेल। भ' सकै-ए जे जँ अपनो मने बाजल होथि आ हनुमाने जी जकाँ कोनो ऐहन रूप देखने होथि, हनुमानजीक नाम बदैल बानर कहि देने होथि। किअए त उदाहरणो त- ओहुने ने देल जाइ-ए जे करीबक होय। तेठाम बिनु पत्नीक हनुमान जीक, उदाहरण केना दितैथ तैँ इनके बनरपनह रूप कैँ अनुचित बूझि बानर बजली अछि। पति-पत्नीक बीचक रस्सा-कस्सी मे रहिते रहैत छै। तइ ले अनेरे कतेक समुद्र उपद्रव।

मुस्की मे हुसकी दैत रविनाथ भाए बजला- 'लोक हमरा एकखा बानर किअए कहत?'

सुचिता कैँ जना कानक सुनल सइयो आवाज कान मे झनझना लगलैन जइ सँ, पतिक विचार कैँ रस्ते मे लोकैत बजली- 'घुरोक लोक त कहिते अछि। पुरन बाबा जखन मरल रहैथ, इनकर जे क्रिया-कर्म ओहीत से मने हएत [illegible]।

पुरनबाबाक मृत्युक नाओ सुनिते रविनाथ भाए बीचे मे

टपैक उठला- 'श्राद्ध-कर्म मे किछो नइ पुछलैन. तेकरा अपने अधला कहाँ बुझलौं, काजक भारो माने जस-अजस, त नइ ने पड़ल।'

पतिक विचार सँ खौंझनियाँ कौत सुचिता बजली- अपन दोख अपने मुँहें के कबूल करत-ए जे अहाँ करबै। मुदा अहीं कहू जे जखन पचास घरक दियादी अछि, जइ मे सब कें सब मैथन-शुक मे केश करबै छथि, अहाँ नइ करबै, छिये जेना बदला ओही सब एकरा बानरे कहि दियादियो छोड़ाय लेलैन।

ओना दियादी सुनि रविनाथ भाए मुस मने विचारे लगला जे जे जखन दियादी छोड़ैत जाइ-ए तखन लगौलो त जाइये सकै-ए। तइ बीच ऐतबू ने अछि जे लोक वंशागत माने छथि। मुदा मनुखक वंशक त सब ओना से बात नहि अछि, दियादिक अधिकांशतः युवक बेसी अपन दियादीक नियम मे सुधार केलैन जे वृद्धक मृत्यु स्वाभाविक अछि, जखन कि जवान-जहानक दुखद, तैं स्वाभाविक मृत्यु मे केश कटाएब जरूरी नहि अछि, इमहूँ तसैर ने केलौं, तखन जँ ओ सब माने सब दियाद, एकरा बानर कहै छथि ते अपन मुँह दुइर कहै छथि। कनडुस हँसी रविनाथ भाए बजला- 'जाए दियौ ओ सब घरक दियाद-वाद भेला, गामक समाजक लोक नइ ने कहै-छथि।'

एक त ओहुना पति-पत्नीक बीच बजे-भुकै मे कोनो बाधा-रुकावट नहिये अछि, मुदा तेहाम जँ वेदान्ती बात मे पत्नी चढ़न्त होथि तखन जेहने बोल मुँह सँ निकलै-ए, ओही स्वर मे सुचिता बजली- 'गामक लोक कुहै छिये, दस गामक लोक कहै-ए जे सौंसे गाम मे सब अपन-अपन डेढ़िया पर पसीद आ सैनी गाछ कौं संगे रोपलैन आ अहाँ। कि केलियै।'

रविनाथो भाए कें जेना मुँह मे बड़ी जकैत रहैन, तहिना चोट्टे पत्नी कें कहला- 'अइ दिन करने रही जे पहिने उ फड़िछोर नै हुअए जे पहिनो रहैन परम्परा, छलु कि आइये शुरू भेल।' जखन से नहि भेल, तखन ....।

ओना सुचिता पतिक बिचार सँ कने सहमली। मुदा गामक लोकक बोल तते बेसी कान मे पड़ि गेल छेलैन जे काने झड़झड़ाए य' गेल छलैन। मुदा तइओ होश... कौत बजली- समाजो त समाज छी कि ने, सबकें मिलि कें हुअ...

कथा - एकरंगा बानर - पृष्ठ-५

कि ने ?

अहिना किछु कटे पर सँ कारि किछो बजै-ए तहिना रविनाथ भाए बजला 'ऐ मे दु राय कहाँ अछि। मुदा गाम-समाजक सब एकठाम बैसि वा एकविचारक रास्ता बना चलतह तखनै ने ?'

गामक समाज पर नजैर खिरबैत सुचिता बाजलि - गामक लोक कँ एते कुहरी छै जे सब एकठाम बैसि विचार करतक। किओ आठ बजे तक सुतनिहार अछि त किओ तीन बजे भोरे सँ काज मे लागि जाइ छथि, तखन एकठाम कैना बइस सकैए।

पटनीक विचार मे सह दैत सहीट जगह पर ठाढ़ होइत रविनाथ भाए बजला - 'से त हमहुँ देखै छी जे जे बाप (पिता) भरि दिन गाड़ी-सवारीक भीड़ मे रोड नपैत रहैए (नपइहारि) जेहि बेटा ले कैएने छथि ओइ बेटा कँ ने संग-संग खुआ-पीआ पबै छथि आ ने दिन-दिनक क्रिया-कलाप सँ जुड़ि पबै छथि।'

रविनाथ भाइक प्रश्नक उत्तर अपना मे नहि पेब सुचिता खुरखुर बिलाइक नाच जकाँ नचैत बजली - 'एहिना पुरुख सब, गपो आ काजो मे जिद्द रोपि बलउमकी सब दिन सँ करैत ऐला हैन आ अखनो करै छथि।'

हराएत-भोथिआएत पत्नी कँ देख रविनाथ भाए बजला - 'पहिने सुनियौ, तखन बुझियौ, पछाति विचारियौ, तखन जँ जरूरी बुझि पड़ै त बजियौ। से नइ करब आ केकरो मुँहे सुनब जे कौआ कान नेने पड़ाएल (उड़ल) जाइ-ए, आ अपन कान देखि नइ देखि कौआक पाछु दौड़ब नीक हएत।'

कोनो समस्याक समाधान जखन 'हँ' नइ लग पहुँच जाइ आ सोझमतिया कँ निर्णय करब असान भ' जाइ-ए, असानक माने बिनु सोचल-विचारल, तहिना सुचिता कँ सेहो भेलैन। बजली - अच्छा अहीं कहु जे जखन सौंसे गौंआ अपन डेढ़िया पर पसीद-सैनी रोपलैक आ अहाँ नइ रोपलौं, तखन अहीं कहु जे समाज अहाँ कँ छोड़लक आकि अहीं समाज सँ फुट भेलियै।'

ओना पत्नीक प्रश्न बेतुकार उत्तर रविनाथ भाइक मन मे उठलैन, उठलैन ई जे, जँ पसीद-सैनी रोपने रोग-बियाधि व्यक्तिक संग परिवारो आ परिवारक संग समाजोक मेटा दैत, तखन किअए ने सरकारो डाक्टर-अस्पतालक खर्च आकि योजना से बोनै लागि देत जाइ-ए। मुदा पत्नी कँ अपन अधीनस्थ बुझि विचार

पृ०-१०

रविनाथ बजला – जखन आइक युग, माने एकैसमी शताब्दी मे अपना सब छी, तखन आइक मनुख बनि संसार मे जीवैक अछि, तइ मे जँ रानी सरंगाक ।खिस्सा सुनै मे दिन राति बीता देब, तखन केना दुनियाँ कँ देख पाएब, जइ मे रहैक अछि।'

रविनाथ भाएक विचार सुनि सुचिता सहमली। जहिना सब पत्नी पति लग हारला पछातियो जीतले कुऔ छथि तहिना सुचिता कँ सेहो भेलैन। मुस्की दैत बजली- 'सर्वदिक पुरुख लबर-दौरे रहल अछि।'

ओना रविनाथ भाएक मन मे भीमकायाक विचार जागि गेलैन जे ऐ इतिहास नइ जानत ओ इतिहास रचत केना। मुदा फेर मन उनैट पत्नीक साहचर्य पर पहुँच गेलैन। साहचर्य पर पहुँचते मन धड़ती पर औंघरा गेलैन। बजला— 'केतबो लबड़दौर पुरुख हैत तइओ पुरुखे रहत किने?'

रविनाथ भाएक बात सुनि सुचिता गरमेली नहि मनै-मन मुस्की भरि लेलैन।

समाप्त
७/१२/०१८

कथा- विचारभेद - पृ०-१

बाजिबपुर मिथिलाक प्रमुख गाम सब दिन सँ रहल आ आबनो अछिये। ओना मिथिलाक बीच आइये नहि सब दिन सँ माटि-पाइनक बिलहा बाँट होइत आबि रहल अछि आ आबनो होइते अछि, कहियो कौसीक पानि धकिया कमलाक पानि बढ़ैत रहए तँ कहियो कमला धकिया पाइनिक संग-संग माटियो कें काटि कें बाँटि दइ-ए आ नाम राखि दइ-ए पनिकुहा-कोसिकन्हा। खैर जेते जे अछि से अपन-अपन भोक्ता। मुदा आइ बाजिबपुर गाम मे दुर्गा पुजा आराधनाक बैसार छै तइ मे सामिल हेवा ले गाँआ सब आमंत्रित छथि। जे तीन बजे बैसकाक समयक प्रतीक्षा कइये रहल छथि।

ओना बाजिबपुर गामक अपन इतिहासो छै, आदि सँ भूतक संग वर्तमानो त छइहे। कौसी-कमलाक बीच बसल बाजिबपुर ऊँचरस जमीनक गाम छी। तैँ बाढ़ि सँ प्रभावित आइ धरि नहि भेल अछि, ओना गौरे बर्ख जे पहाड़ी इलाका (नेपाल सँ उत्तर जइ पहाड़-समूह बीचक रकवा हजारो किलोमीटरक बीच अछि) मे हिमक हिमाएल बेसी गलल तइ सँ सेहो बेसी बरखा भेल आ कि हिमगिरी पड़ल, तँ बदवारि सेहो भइये जाइए। जइ सँ मिथिलांचलक बीच बहैत धार सब उछलबो करैत अछि जइ सँ पाइनिक उपद्रव सेहो बढ़िते अछि जइ सँ गामक-गाम केर चरो-चरारी आ खेतो-पथारक घरक संग माटियो नष्ट होइते अछि। से सब समस्या बाजिबपुर कें आबन धरि नहि भोगए पड़ल अछि। तैँ कहब जे सरकारी बैंक सँ ऋण मुक्त बाजिबपुर भ' गेल सेहो बात नहिये अछि। जहिना-दाही-मासीक ऋण भेटै-ए तहिना बाजिबपुर कें साले-साल त नहि मुदा अन्दाज मे रखू जे गंडा मे एक बेर, सौदियाहो (हीन) ऋण भेटिते अछि। आइ सँ बर्खक गाम मिथिलाक बाजिबपुर छथि जेकर [illegible] पुर्वजक आइ सय मे दु सय सौदी त बजरूर देखवो केलैन आ भोगबो न करबे केलैन, तेकर ओरियान माने सौदीक बीच जीवन-धारण केना बचाओल रहत, सेहो नहि केलैन सेहो बात त नहिये अछि मुदा ओ त अविकसित साधनक बीचक जिनगीक

पृ०-२

बीतल बात भेल जे डी०एम०सीए आ कि खिचड़ी खौंकै इस्कूलैक नवतुरिया बच्चा केना बुझत। मुदा जौं ओकरा अपन समाजोक अपन सामाजिक अपना ऐना आ, आ माता-पिता अपन पारिवारिक ऐना (अएना) आगू मे देखबए त किअए ने बुझत।

खेला-पीला पद्धति माने दिनक दू बजे; गोवरधन आए ओछाइन प नहि जा माने आराम कौले, खुशीलाल ऐठाम बिहा होएत पत्नी कैं कहला - 'गाम मे समाजक बैसार दुर्गापूजा ले होएत, से कनी बुझने अबै छी।'

एक त ओहुना जगत्-जननी दुर्गा मान्य छथिये तखन माइक हृदय (मातृत्व माने पत्नीयो) त सहजे मनमस्त त छथिये, तैं पतिक बात सँ पत्नी (लड़ुदाइक) मने-मन मुंगबा मनमे फूटै लगली। तैं बजली किछु ने, आँखिक इशारा सँ एतबे पति (गोवरधन) कैं कहली जे हमरो हिस्सा ने हेतै। जहिना कोनो बच्चा कैं पहिल दिन कोनो नव विद्यालयक प्रवेश दिन खुशनुमा होइ-ए तहिना गाम मे सामाजिक रूप मे जौं कोनो सामुहिक उत्सव होइ-ए त गामो खुशनुमा भऽ जाइ-ए।

खुशीलाल आ गोवरधनक आएक घर अगले-बगल, कहाँ भरिक दूरी, कहब जे एतबो दूर जाइ-ले पति के माने मर्द कैं जाइले पत्नी सँ परमीशन काज पड़ै-ए। ई बात ठीके जे जौं एहनो-एहनो छोट-छीन काज ले पति-पत्नी सँ आ कि पत्नियो पति सँ जेबा ले (सामिल हेबा ले) आगू मे आवेदन दाखिल करत ऊहो नीक बात ऐछ माने मे नहि मेल जे ऐहेन व्यक्ति जीवन मे केना फुरफुरोलक (फुरौल) जाएत। मुदा से बात नहि अछि बात अछि बाजिकपुर मे पूर्ण सामाजिक रूपक बीच संबंध स्थापित धार्मिक परिवेश मे काब। नीक बात, मुदा धार्मिक रूप कि आ कुहेन से आबन नहि, आबन एतबे जे समाज मे धार्मिक अनुष्ठानक बैसार छी।

ओछाइन पर पड़ल गोवरधन कैं देखिते खुशीलाल बैसैत बाजल - 'भैया, आइ दुर्गापूजाक बैसार छी। से चलबइ कि ने।'

सोझ मतिया गोवरधन आए, चौकी पर ठाग मे बैसैत

पृ०-२

बाजला- 'बौआ, अपना दुनू गोरे ते एक जतिया दियादो आ पड़ोसियो ओहिनो, ते तोरे से ने पुछबह।'

गोवरधन भाएक बात सुनि खुशीलालक मन मे भीतर जमल खुशी मे बढ़ोत्तरी भेल। ओना आवन धारिक जे संबंध खुशीलाल परिवारक आ गोवर्धन भाएक परिवारक रहल ओइ अनुकूल ऐहन खुशीक कोनो मेहत नहि अछि। तैं खुशीक कनेक इ रूप खुशीलालक मनमे जगल जे गामक एक-एक परिवार जन मे जे सामाजिक चेतनशीलताक रूप जगौ-ए त ओ खुशीक बात भैवे कैल।

ओना खुशीलाल इहो मने-मन बुझि रहल अछि जे गोवर्धन भाए सोमभतिया लोक छथि, तैं ई नहि जानि रहला अछि जे एक त अविकासित तैपर उजारो वर्खीक गुलामी सँ लादल समाजक उपज अपना सबहुँ छी तैं केहेन फूल-फल फलाइ-फड़ जोकर छी। खुशी आएल खुशी सँ खुशीलाल बाजल- 'भैया, आब तू सब चौथापन मे आएल जाइ छह तखनो जँ धरम-करम नइ क' लेबह आ बीचे मे मरि-हरि जेबह, तखन इ तँ जिनगी अकारथ मे चलि जेतह कि ने?'

विचारक खिड़कीक विचड़ैत सिहकी लगिते गोवरधन भाए सिसकैत बजला- 'अखैन ते दुपहरे अछि, बैसार करबैन हएत (हैत)।'

ओना खुशीलालक मन मे विचार उमकैत जे एक घंटा मात्र बैसार शुरू होइ मे शेष रहल अछि, तैं गोवर्धन भाएक मनमे जँ विचारक दौड़ शुरू क' दिअनि त ओ आरो बेसी अनुकूल हएत। तैं किअए ने इहो बात जना दिअनि जे भैया अपने सबहक केने गाम मे सम्पन्नता आनियो गेल अछि आ जे विपण्णता अछि ओकरा मेटा सेहो सकै छी, तैं भारी-भारी माने नमहर-सँ नमहर, दुश्‍मनक मुकाबला करैक शकित सेहो आबि गेल अछि। मुदा आवन गोवर्धन भाए सन लोक जेल बेसी सुनैत आएत।

घड़ी देखैत खुशीलाल बाजल- 'भैया, बैसार शुरू होइ मे एके घंटा बाकी अछि। तैयारी होइ मे समय लगबे करत तैं आब तैयारे करू।' गोवरधन भाएक विचारक बेग मे जेना बहैत बेग (धारा) मे साधु सँ जेहेन धकिआल जाइ-ए तेहेन ज्वार



पृष्ठ-४

रूप पकैड़ सेहो बेगवत होइत अछि तहिना गोवर्धन आएक मन मे उत्कुंठित भेलैत। बजला -' बौआ खुशी, समाजेक बैसार छी, ओहिना सब दिन समाजक बीच रहलौं तेहने वर्ग (कगए) मे ने आएब, तइले तैयार होइ मे किछए समय लागत।-चलइ हम तैयारे छिअ।'

निरुत्तर भेल खुशीलाल बाजल -' भैया, बीच मे चारि पीब लगै छी। बैसारे छी, तइ मे समाजेक बैसार छी, अगिला साल सँ सेहो तीन सालक अतिचारे पड़त, जे कही कथे-कुटमैतीक गप ठाढ़ भेल तखन बैसारक कोनो ठेकान अछि। जे कते काल चलत।'

एक त ओहुना गोवर्धन आएक साँझे-भोर-चारि पीबैक छन्हि मुदा समाजक आग्रहो त अपन महत्व अछि। दुनू गोरेक बीच गप-सप चलिते छलैन कि बीचे मे खुशीलालक पत्नी, चारि नेने आएब आगू मे रखि देलखिन।

एक त सोलहो आना (पूर्णसमाजक) पहिल उत्सवक बैसार मे प्रवेश करैत खुशी गोवर्धन भाए, मन मे छलैन तइ पर सँ खुशीलालक आग्रह (पत्नीक आगल चाह) देखि बजला -' बौआ, हम त इनारक बेंग भेलियइ, अपन नून-रोटी से कहियो उघड़ा भेल।'

ओना बाजिब पुरक किसानक जिनगी आन गामक अड़ोस-पड़ोस गामक किसानक जिनगी सँ सबतरहे अगुआएल अछि। जे खुशीलालो देखि-बुझि रहल अछि, मुदा समाजक बीच अपना कैँ निर्वल (निरबल) निरमल निर्मल बना सम्मिलित नइ हएब, ताबीच एकरूपता कैना औत। आ निच्चो त अछिये। तँ केकरा देखब अपना सँ उपरो समाज अछि आ केकरा अनदेखी करब।

जिनगीक येह दुनू दिशा दुनियाँ कैँ विभाजित केने अछि। विभाजितो नहि, ओहुना विभाजित केने अछि जे दु तरहक मनुख बना, दु दुनियाँ बना देने अछि। मुदा जे अछि ओ दुनिया मे अछि दुनियाबला अपन बुझइ। गोवर्धन भाएक विचार कैँ चुट्टि अर्वत (चुट्टि अर्वक माने भेल छिड़िआ कटैत) खुशीलाल बाजल -' भाए सहाएब, जखनेँ अहाँ अपना कैँ इनारक बेंग कहै छी, तखनेँ बाकी कि रहैब छी।'

अपन उपर आक्षेप देखि गोवर्धन भाए बीचे मे बजला -' से कि बौआ?'

बात-चीतक क्रम मे दु तरहे विचारक धाराक बीच विचार ठाढ़ भए, एक नइ बुझने, दोसर विचार कैँ रोकैत खियाल

कथा - विचार भेद - पृ०- ५ - विचारान्तर | खुशीलाल दोहरसंबंत

गोबर्धन भाएक विचार कें स्पष्ट करैत बजलाह
भाए सहाएब, पतालक बेंगक माने भेल (गहराइ सँ) शरीर
मे आ क' दुनियाँ देखब। मुदा...

अपन खुजैत मक्क कें देखिते गोबर्धन भाए बजला- 'बौआ
हमरा बातक कोनो दुख नइ करियह। मौगी-मेहरि (मेहर)
मुँहे सुनि कें सीखिने छी, तें बजा गेल।'

चुस्की लइत खुशीलाल बाजल- 'भाए सहाएब, येह
मौगी सब ने अपन असमिया (माने कमरुपिया) रूप
बना मरद सब कें भेंड़ा-भेंड़ी बना बाघ-बोन मे
अनेर चरै ले छोड़ि दइ-ए।'

गोबर्धन भाए रस कें चोहैत बजला- से सैरपो (सरिपँउ)
हौ खुशीलाल, ह'

गोबर्धन भाएक रसिआएल मन कें असिआइ सँ समटैत खुशीलाल
बाजल- 'भाए सहाएब, एक बेर जे दुनू गोरे निकलब आ
कियो देखलेत तें कहत जे ई दुनू गोरे बुधि-बिचड़ी
क' नेने हैत, तें कनी आगू पाछु भ' कें बढ़ा।'

सैह भेल, गोबर्धन भाए, बैसार स्थल दिस आगू बढ़ला।
गोबर्धन भाए कें लग सँ हटिते खुशीलालक मन आजुक
समाज सँ ल' क' आदिक समाज (अपन गामक) धाड़ि छोड़
गेल। दुर्गापूजा गाम-गाम होइते अछि, त बाजिबपुर
मे सेहो हैत। गाम मे धार्मिक नींव पर पूजा हएत, नीक
बात। अखन बाजिबपुर मे अनेको धर्म स्थल अछिये।
कतौ धुजा फहरा, कतौ मुर्तिक रूप मे। कतौ गाछ-बिरीछ मे
फाटल-पुरान कपड़ा बान्हि, त कतौ बिनु धुजेक,
कोनो-कोनो ओहनो स्थानो अछिये, जेहाम लोक (समाजक)
एक ठाम बैसि रामोलीला आ कृष्णो लीला (रास) देखते
आबि रहल अछि। घरमक पोथी सँ सेहो सब घर मे
रहितो सब रंग सेहो अछिये। एके नाहि अनेको रंगक (साम्प्रदायिक रंग चढ़ल) अछि।
कोनो घर गीता-भागवत सँ सजल अछि, त कोनो घर
कबीर-मंसूर आ बीजक सँ सजल अछि। तहिना अनेको
रंगक विचार कियो बुद्धदेवक हृदय सँ जुड़ल तँ कियो
जैन महावीर सँ जुड़ल। त कियो मार्क्स-लेनिन
सँ जुड़ल त कियो हिटलर-मुसोलिनी सँ जुड़ल सेहो
अछिये। आइ सँ बरखे पूर्व अहिया

सँ गामक वास शुरू भेल, तउ सँ पहिने सँ अनेको रंगक धर्मो आ धार्मिक सम्प्रदायो चलिते आबि रहल अछि। जहिना सिद्ध-सम्प्रदायक सिद्धक भ्रमण सँ प्रभाव पड़ल, तहिना नाथ सम्प्रदायक प्रभाव नइ पड़ल सेहो बात नहिये अछि। तउ मे जखन बाजिदपुर कँ बसब सइये-डेढ़ सय वर्ख माने चारिये पीढ़ी बीतल छल कि एक संग कबीर तुलसी, सूरदास इत्यादि-इत्यादि अनेको मध्यमान्य प्रभाव गाम-गाम सेहो होइते केलैन। जेकर असरि (असैर) बाजिदपुर मे नइ भेल, सेहो केना नइ कहल जाएत। मुदा सब कथुक बावजूदो आबनो (एक सूत्रवत्) जीवंतता समाजक नइ अछि सेहो केना नइ कहल जाएत। आगि लगला पर (गाम मे कोनो घर मे) जाति-धर्म सब एकबद्ध भ' जाइ-ए, तेँ कि बिआह-दानक गोत्र-सूत्र बउबद्ध नइ भौ-ए सेहो केना नइ कहल जाएत। आब कहब जे रस्सा-कस्सी आ डोरा-डोरी छइ-ए केना एकबद्ध हएत। समाजकेँ ने अपन शक्तिक आभास भ' रहल छनि आ ने अपन जिनगी समतल बनबैक दिशा। समाज माने मनुष्य ओहन शक्तिवान अछि जे अपना कँ उद्धारो क' सकै-ए आ अत्याचारो त करिते अछि।

आन गाम जेकाँ बाजिदपुर मे सामाजिक बैसारक रूप बदलल-बदलल सन छल। आन गाम मे बैसारे समय मे माने सामाजिक बैसारक समय, मे कियो ठेका खोलैत सूलबाहिक बहन्ना बनौ नइ उपस्थित हैता त कियो महीस कँ पाल खुआबै विदा होइ छथि। एते सचेत सतरकी बाजिदपुर बला सब मे छलनिहेँ। जे समाजकेँ सिर प चढ़बैत सामाजिक संकल्पित रूप कँ महत दइते अछि।

ओना आइ सँ चारि साल पूर्व गामक मे कियो दुर्गापूजाक चर्चो गपे-सप मे उठौलैन जे गाम मे पूजा हुअए। जइ गाम मे मास-मास दिन रामलीलाक भार गौआ उठा साले-साल देखै छथि, जइ गाम मे दर्जनो अष्टयाम कीर्तन चौबीस घंटा (दिन-रातिक) होइए जइ गाम मे एक पनरैहिया माने एक पक्ष भागवत कथा होइ-ए

पृष्ठ 6

तइ गाम मे दुर्गा पूजा कोन असंभव भेल। ओहुना त दसमी मे माने शारदीय नवरात्रा मे घरे-घर पूजा पाठ लोक करिते छथि। भेल त एतबे ने जे ओ सम्मिलित रूप मे सामूहिक रूप मे उभरए।

सम्पन्न गाम बाजितपुर ऐ दुआरे कहल जाएत अछि, जे चौबगली गाम सँ सब तरहेँ, जहिना किसानी जिनगी मे तहिना बौद्धिक जिनगी मे सेहो अगुआएल अछिये। जे बात बाजितपुर बला नीक जकाँ बुझै छथि। भेल त नान्हि टा हिसाब गामक अगुआएल-पछुआएलक अछि जे कते जमीन केहेन उपजा दइबला अछि आ ओकर रकबा कते अछि। तहिना गाम मे पढ़ल-लिखल माने बौद्धिक हिसाब सँ कते कोन गाम मे अछि। छत्तीसो वर्ण सँ भरल जाइतिक बास भूमि छी बाजितपुर। कहब जे आबन धरि लोक छत्तीसे वर्णन चर्चा करै छथि तेहम तइ सँ बेसी जाति केना फड़ल। जइ बिचार मे छत्तीसे वर्ण फड़ल ओ बहिला भ' गेल, किअए त केना फड़ैए से जँ 'सवा लाखे..' पिढ़ि के कुँ विभाजन रेखा दितथि त दोसर रंग होइत। खैर जे अछि।

बाजितपुर मे हिन्दुओ छथि, मुसलमानो छथि, तइ संग एहनो त छथिये जे दुनू दिस छथि। आठ सय बरखक नमहर जिनगी मे गाम अपनो चेहरा देख रहल अछि आ आनो-आन गामक सेहो देखैत रहल अछि। अनेक जाति, अनेक धर्म, अनेक विचार, अनेक रास्ता रहितो बिचारपुर मे जाति-धर्मक कहियो तना-तनी नइ भेल। नइ होइक मूल कारण भेल अछि समाजक बीच बेवहारिक जिनगीक संबंध।

आइ धरि जते लोक, नाच-तमाशा छोड़ि, एकठाम एकत्रित भ' कोनो काजे बैसला, तते आइ धरिक सामाजिक बैसार मे नइ भेल छल। तँ कहब जे बैसार भेबे ने केल सेहो बात नहिये अछि। कहियो एगला बाढ़िक पानिक आशा सँ धारक मुँह बन्हैक बैसार होइ-छल, त कहियो घरक आपसी झगड़ाक। ओना टुकड़ा-टुकड़ी अनेको देवस्थानक पूजो-पाठ बैसार सेहो होइते छल। आबि रहल अछि।

तीन-चारि साल सँ दुर्गापूजाक गप-सपक चालि अबैत बिचार समाजक परिवेश कँ एक मुहरी बनाइये देने छल, तँ बैसार मे सहमत बनै मे देरी नहिये लगत, ई आशा सब समाजदार लोकक मन मे छलनिहेँ।

कथा - विचार भेद - विचारान्तर - पृ०-८

आजुक राति, माने दुर्गापूजा भैसाखक राति, सन सुन्दर राति कहियो बाजिदपुरक नहि भेल हएत। बेंट कुड़ा हँसुआ-खुरपी जेँका कोनो कोनोघरक पघुआर मे फेकल रहै-ए त कोनो कोनचरक अगवास मे तहिना ने अपनो सबहक गाम छैक। जाति-जातिक बीच झगड़ा, झगड़ा किअए से अबत नहि, धर्म-धर्मक बीच झगड़ा, उ टोल-उटोलक झगड़ा, ई सम्प्रदाय उ सम्प्रदायक बीच झगड़ा, तहूँ संग पड़ोसिया बीच परोसपतक झगड़ा, त परिवारोमे पारिवारिक झगड़ा, त दुनू परानी मे स्त्री-पुरुषक झगड़ा, बेटा-बेटी संग बाप-माए, बेटा-बेटीक झगड़ा, एकरे ने नरक नोरि कुड़ा हँसुआ कहियो कि खुरपी कहियो, चाहे कि बेंट कुड़ा हँसुआ-खुरपी कहियो, बराबरिये ने भेल। मुद्दा से नहि बाजिद पुरक आजुक राति वृन्दावनक रासिआएल राति जेँका भेल, स्त्री-पुरुष बीचक झगड़ा, भरि राति दुर्गापूजा क विचार मे मनरंजन करैत रहल तहिना एकबहु परिवार मे, जेकर माने भेल जे जइ परिवार मे पत्नी-पत्नीक बीच सौहार्दपूर्ण जीवन छनि, ओ परिवार सँ आगू बढ़ि टोल-पड़ोसक बीचक मतभेद कैँ हटबैत गप-सप मे राति बितौलनि।

जेहू गामक समाज एकजुटी भ' धार्मिक क्रियाक सूत्र-पात केलैन, ई एक नव परिवेशक सूत्रपात भेल। जखने समाजक सब एकठाम बैसि एक कदम आगू दिस बढ़ैक विचार मे सहमत भेला, पद्धति सम्मिलित हएत तखने समाजक दिशा निर्देश हएत। आइ धरिक जे एक-दोसरक आम उड़पैद जे प्रक्रिया रहल आ ओ उड़पनिहार कैना चुप-चाप बैसल रहि जाएत। ओइन विचारक लोकक बैसार सेहो भरि राति चलैत रहल। कैक अन्हार कैक इजोत माने कैक अन्हरिया (कृष्ण) परख (पक्ष) आ कैकर इजोरिया (शुक्ल) परख, से कै निर्णय करत। ओ त समाजे ने करए सकै-ए। पुरानपंथीक मात्र साम्प्रदायिके नहि आर्थिको) मइनधाना सब एकठाम भ' दुर्गा बनबैक दोसर स्थान पर स्थापित कौ लै भोरहरबे, माने काल्हि समाजक बीच जे माटि लेबाक समय निर्धारित भेल छल, तइ सँ बहुत पहिने दु टा मइंच आ गोटि-पड़रा मारों लोक कैँ संग कैने, मे माटि ल' स्थान



पृ०-९०

स्थापित क' लेलैन।

समाजसूत्र सँ अनभिज्ञ लोक, अपन विचारकेँ दुहैत स्थान (दुर्गास्थान) आ दोसर स्थान कैँ सृजित देख विरोध स्वाभाविक छल। विरोध भैल। गामक समाज अड़ि कैँ अपन विचार पर ठाढ़ भैला। गाम मे दु टा स्थान (दुर्गास्थान) स्थापित भ' गेल। आइ सँ पचास वर्ष बीतलोपरान्त अखनो ओहिना दू फाँक अछि। पीढ़ी बदैलल गेल मुदा विचार मैदक गिरह नहि खुजल।

समाप्त
४।१२।०१८

…था – अनचोकक अन्हार – पृ०-1

दु बजे राति, भोरक आगमन नइ भेल छल। जीबू काका
ओछाइन सँ उठि लोटा-डोल नेने चापाकल (कल) पर पहुँच
छ बेर हेन्डिल चलौलनि। कि बिजली गुम भ' गेल। आदोक
अन्हरिया पक्षक अन्हारक चतुर्दशीक अन्हराएल-कजराएल अन्हार,
एक हाथ हेन्डिल पर रहनि से त' जीबू काका अनुमान सँ बुझैत छला
जे चलौने (हाथ-चलौने) कल सँ पानि निकलत मुदा
दोसर हाथ जे खाली रहनि से हेरा गेलनि, हेरा ई गेलनि
जे इन्च-इन्च (इंच-इंच) नइ सुझने दोसर हाथो कतऽ छि हएत।
ने डोल देखै दियै आ ने लोटा, जँ टपा-टोइया क'
ऽ' माने टयोरि कै, जँ ताकियो लेब तइयो ऐ समय सँ आगू केना बढ़बा
रस्तो अन्हार सँ अन्हरा गेल अछि। जइ सँ जैनो कारण
रस्ता बाट मे रोड़ा बनि ठाढ़ अछि, कतौ ने कतौ ठेस लगबे
कात आ ओंघरा कैँ खसबे करत। तेँ तेहेन अन्हार मे
पड़ि गेल छी जे किछो खोजौं पुछइ नइ कएँ ओत।

दु बजे राति मे जीबू काका कैँ ओछाइन पर सँ उठैक
कारण अपन सोचक अनुकूल छनि। अपना ढंगे सोचै छथि
अपना हाथे-पएरे कौत चलैत जिनगी बितबै छथि, जइ सँ दोसराक
खुशामदे किए करए पड़ए (अछि)। बिसवासक संग जीबैत रहल छथि,
देशक स्वतंत्र नागरिक कहल जाइ-ए। जेकरा राजनीतिक भाषा मे गद्दीक सुख कहल जाइ-ए। जीबू काका
स्पष्ट सोच छनि जे खान-पानक जे नियम-कायदा
अछि ओ अपना जगह पर भलेँ नीक हुअए मुदा ओकर
नीकपन सबठाम ठाज देत सेहो बात नहियेँ अछि। जखन
गाड़ी-सवारी सँ चलैक चलैन जोड़ पकड़ि लेलक अछि
तइ सेहो हम हटल छी, से त' नहि छी। गाड़ी छी
कतौ, टायर-ट्यूब फुफाटत त' कतौ आगू-पाछुक सवारी
(गाड़ी) से टकराएत, बत कतौ कौनो
खाधियो मे खसि कैँ उनैट जाएत

पृ०- २

कल पर पानियोक आनै आ मुँहो- हाथ धोएक खियाल सँ जीवू काका गेल छैला। दरबज्जा, जे नाम जीवूकाका रहै छथि तऽठाम से सए गज माने दू सय हाथक दूरी पर कल छनि।

करीब जे चार्वाक सन जखन जीवू काका छथि तखन ऐहेन नेगरकट बिजली पर सोहो आना आश्रित किअए भेला? जइसँ ऐहेन फेर मे पड़ला। फेर मे पड़ैक कारण भेलनि एक दिस बिजलीक इजोत मे आँखि चौन्हिया गेलनि आ दोसर भकुआएल मने ओछाइन पर सँ उठले रहथि। ओना बिजली पर आश्रितो छथि आ नहियो छथि। बिजलीक अतिरिक्त सेहो अपन इजोतक ओरियान केने छथि, मुदा से अनचोके मे छुटि गेलनि। फेर करीब जे जखन जीवू काका अपन जिनगी अपना हाथ मे नेने चलै छथि तखन ओछाइन पर सँ उठला पछाति भकुआएल किअए रहला? ओना जीवू काका ऐ बात कें नीक जकाँ बुझै छथि जे लोक भकुआइ-ए नीन टुटला पछाति। 'नीनो त नीन छी, कोनो पकला पछाति टुटै ए त कोनो आम जकाँ कोनाएल- डम्हाइले मे टुटै ए तँ कोनो सोलहनी काँचे मे टुटि जाइ-ए। जे जते काँच मे टुटल ओ ओते भूत बनि लगि भकुआने रहत किने। मुदा से जीवू काका कें नहि भेलनि। जीवू काका जनै छथि जे रावणी जिनगीक सहोदरे भाए कुम्भकर्ण सेहो छी, बिना ओकरा मारने रावणी जिनगी रामी जिनगी नइ बनत, मुदा ओकरा जानो सँ मारि देने तँ काजो नहियेँ चलत तेँ ओकरा अधमरू करि कें छोड़ि दइक अछि, से केने छथि।

एक हाथे कलक हेन्डिल पकड़ने, दोसर खाली हाथ अन्हार मे बौआएत, जीवू काकाक मनो मे जेना अनचोके मे कजरिआएल इजोत छिटकलनि। कारिख से काजर बनै ए, आ काजर कें लोक आँखि मे ए दुआरे लगबै-ए जे आँखि मे एक चमक सेहो होइ-ए। जइ से जेकर पनीला सँ आँखिक चमकी जगै-ए, तेहना

पृ० ४

काका कें कुअरिआएल अन्हार में सेंहो भेलनि।

जीबू काकाकें विचार में कुअरिआएल चमकी जगिते जेना भक्क खुजलनि। नइ सँ चलैं जोंका रस्ता फड़िच बुझि पड़ै लगलनि। अपन कोठरी में आबि अपन भोरक क्रिया-कलाप में लागि गेला।

पौने तीन बजि गेल, भोरक चौँही जगि गेल। अपन मरीस कल्हि साँझे सँ उठि गेल छल, मुदा अबैत अन्हार माने राति, कें देख मरीस कें पाल दिअबै नइ गेलौं। मन मे-बिचारि लेलौं जे जखने भोरक आगमन हएत तखने बिदा हएब। सैह केलौं। मरीस कें छोड़ लगा पीठ प चढ़ि ढेहैत-ढेहैत चलैत बिदा भेलौं। जीबू काका जगले छथि, कोठरी सँ निकलि रस्ता प आबि कहलनि-' हमरे जेकाँ तोरो कपार छह।'

जीबू काका बेसी काल चिक्कारी (अलंकारिक भाषा) मे बजै छथि, तैं धाँए दे' किछु ने बजलौं। एतबे कहलनि-' काका जँ अहाँ सन कपार हमरो रहैत तँ अहीं जेकाँ ने हमहू अपन ओछाइन पर बैसल (बैसल) रहितौं।'

जीबू काका अपन विचार कें समटैत बजला-' आइये रातिक बात सुनबै चाहलियइ।' चाह लिअ।

आब कहू जे ऐहन होए जे काज छोड़ि गप-सप सुनितौं, मुदा से जीबू काकाकें कहबनि कैना। एतबे कहलएनि-' काका, अपना नाचे सब नचबो करै-ए आ अपने देखबो करै-ए।'

नहला प दहला फेकैत जीबू काका बजला-' सबके सब नचबो करै-ए आ सबकें सब देखबो करिते अछि।'

कहलिएनि-' पाल खुआ अबै छी तखन निचेन सँ सब गप करब। आबए जाए दिअ।'

गोष्ठी- १६-८-०१८

कथा – हारि केना मानव । पृ० – 9

शारदीय नवरात्रा (आसीनक दुर्गापूजा) चारि दिन पहिने समाप्त भ' गेल, काल्हि पुरनिमा (पुर्णिमा) छी। सुव्यस्त समय रहने नवरात्रा धुम-धाम सँ सम्पन्न भेल। सुर्यास्त भ' गेल ब्रह्माजी गायित्री-जप शुरू ऐ दुआरे नहि कैने छेला जे इन्द्रासन सन सँ कौलुका भारक नहि आएल छलनि।

सुर्यास्त होइते, होइते किअए तइ सँ पहिने चान (चन्द्रमा) आकाश मे बिन ज्योतियोक उगल छल। ई, एते जरूर भेल जे सुर्यास्त होएते मनोकरंग आ रंगोक मन मे लालिमा बढ़ जरूर लगल छलनि। तइ मे आइ चतुरदशीक (चतुर्दशीक) चान छी। होइतो एहिना छै जे 'उगै चान कि लपकी पुआ'। यैह चान नै ओरक सीमा पर पहुँचते पुर्णिमाक (पुर्णिमाक) बनै लगत, आ साँझ होइते पुर्णिमाक (पुरनिमाक) चान भ' आएत। जे बारहो चान सँ, धवल-चवल, शीतल, शीतचरक संग कोजगराक कौड़ी पाशा (पचीसी) पर बैसल जुआरी सभकेँ सेहो केकरो हँसेबो आत त केकरो कनेबो त जरूर करबे आत। खैर जे आत, ओकर शति छियै जे मन फुड़ते, जेना मन फुड़तै तेना अपन आत। नड़ंटे नाचइ आ कि नांङग बनि नाचइ, से ओ जानय।

ब्रह्माजी ऐ दुआरे गायित्री बंधन नहि कए पबै छेला जे अपन ब्रह्म मुहूर्तक हिसाब नहि मिलि रहल छलनि। ओ हिसाब छी, आजुक जिनगीक विसर्जन क्रियाक काल्हुक क्रिया मे जोड़ि एकसूत्रता बनाएब। तही बीच इन्द्रासनक दूत आबि, एकटा चिट्ठी हाथ मे थम्हा, नमस्कार कैंत विदा भ' गेल। चिट्ठी उनटा जखन ब्रह्मा जी देखलनि त पहिने हँसी लगलनि मुदा राज्यादेश (शासनक आदेश) मानि राजपत्रक फाइल मे रखलनि। फाइल कैं पुनः उनटा चिट्ठी निकालि पुनः पढ़लनि। लिखल अछि – 'ए ओहन मनुखक निर्माण करैक अछि, जे काल्हुक अनुकूल हुअए।'

आइक दिन केहेन छल आ काल्हि दिन केहेन बनत ई विचार असकरे मैं काब नीक नहि। तेकर कारण ई नहि जे ब्रह्माजी विवेकवान् नहि छेला। ठीक-ठीक (सोलह आना)



कथा - हारि केना मानब - पृ० ५

रहितो असारतत्व कतं सँ आबि जाइ-ए। नारद बाबा अपन विचार मंथन जे कऽ लगला तइ सँ वीणोक हाथ रुकि गेलनि आ मुँहक वाणी सेहो धाती (छिपाती) धऽ लेलकनि, जइ सँ पुछला पद्धतियों (ब्रह्माजीक) नारदबाबाक मुँह बन्ने रहलनि।

नारदबाबा कें चुप देख बुधिनाथ हुसकी दइत बजला- 'बाबा, तीनू भुवन सँ टहलि-बुलि, देख-सुनि एलौं हेन, आ तइओ मुँह....?'

ओना बुधिनाथक इशारा नारदबाबा बुझि गेला मुदा बुधियार लेल इहो त आफत (आफद) अछिये जे नीको बात कि विचारकेँ सब ठाम नइ बाजल जाइ-ए। अपन दिन-दुनियाँ देखैत नारदबाबा बजला - 'बौआ, पेट मे विचारक पहरि ठहल अछि जइ सँ बजै ले मन तनफनाइ-ए मुदा मुदा अपन डरक मारल.... लोक लोक लग मे बजबो केना। कात ?'

ओना ब्रह्माजी नारदबाबाक विचार सुनि मुस्की मारैत हुसकी दइ देला मुदा विवेकानन नजरि बुधिनाथ पर टिकल छल आ धर्मदेवक इमनदार भाए पर, जइ सँ नारदबाबाक बात कियो ने सुनबे केलनि आ ने बुझबे केलनि। जहिना एकटा ऋषि अपन इमान कें धरम बुझि सतक बाट धेने चलै छेला। एकटा शिकारी एकटा गाय कें खेहारने अबै छल। गाइयक दशा देख हुनका दयाक सागर उमड़ि गेलनि। जान बचौने गाय पड़ाएल जाए छल। रस्ताक ओझल सँ आ कि बोन-झाड़क ओझल सँ गाय शिकारीक नजरि सँ ओझल भऽ गेल। ओ (शिकारी) ऋषिक लग मे आबि गाइयक जानकारीक बात पुछलकनि। स्पष्ट शब्द मे ओ ऋषि जवाब देलखिन जे जे देखलक से बाजत नहि आ जे बाजत से देखलक नहि, तहिना भेल चुपा-चुपी देख इमानदार भाए बजला -' से कि बाबा ?'

अपन मजबूरी सँ बेबस भेल नारदबाबा बजला -'बौआ बात-बोध सँ कोनो विचार छिपाएब पाप छी। तेँ तौड़ा सब सँ किछु ने छिपेबइ।'

पृ. - ६

नारदबाबाक उमड़ल मनक सागर मे विवेकानन्द, बुद्ध बाबो, धर्मदेवो आ इमनदार भाए सेहो टकटकी लगा देखै लगला। नारदबाबाक मन आगू-पाछू करए लगलनि। आगू-पाछू होएक कारण भेलनि अपन तीनू भुवनक रूप-चित्र देखब। नारदजीक रूप चित्र छनि, भक्तिक तीन पद्धति मे – व्यास पद्धति, हनुमान पद्धति आ नारद पद्धति; जइ मे एक पद्धतिक दाताक रूप मे अपनो छथि। मुदा दोसर रूप, जे देखैत छला तइ मे गामक-घरक पुरुख-पातर सँ ल' क' मौगी-मेहरि धरिक बीच छथि जे नारदबाबा एक नम्बर झगड़ लगौन छथि। घरोवला आ घरोवाली दुनू सुख-चैन सँ रहै नहि दइ छथि। से ओ चाहे मर्त्य-भुवनक हुअए आ कि देवभुवनक।

ब्रह्माजी नारदबाबा पर नजरि फेड़लनि। नजरि फेड़ाइते नारद-बाबाक मन फुड़फुड़ेलनि। बजला- 'बौआ, नीकोक काज त नीक होइते अछि, जे अधलो काज कवनो नीक भ' जाइ-ए। तहिना नीको काज कतौ अधलो भ' जाइत अछि तँ कतौ अधलो काज नीक होइते अछि। जइ सँ बुझियै ने पेब रहल छी जे नीक कि आ अधला कि भेल। धर्मदेव बीचे मे टपकल- जेना ?'

नारदबाबा बजला- 'बुद्धदेव आ महावीर जैनक नाम सुनने हेबहक ?'

'हँ, इतिहासक किताबो मे पढ़नो छी।'

'दुनू सन्त छेला, जहिना भोजन मे सादगी, तहिना वस्त्र मे सादगी, जहिना विचार मे सादगी, तहिना बेवहार मे सादगी दुनूकेँ छलनि। अपन विचारक विद्यालय मे अध्ययन सँ केकरो परहेज नहि छल। विचारो आ बेवहारो छलनि।' 'कोँ छला। खुलल किताब जकाँ दुनूक'

'हँ, से त छलनि हेँ।'

'दुनू एके युग मे भेला, एके रंग दुनू युग द्रष्टा सेहो छेला,'

'हँ, से तँ छेला हेँ।'

'मुदा....'

'मुदा कि ?'

'यैह जे एक गोरे 'बहुजन हिताए' आ दोसर गोरे 'सबजन हिताए' मानै छेला।'

पृ० 6

ओना 'बहुजन हिताइ' आ 'सबजन हिताइक' भाँज मे चारू गोरे, - इमनदार भाए, धर्मदेव, बुधिनाथ आ विवेकानन्द ओझरा गेला। मने- मन विचारै लगला मुदा ब्रह्माजी बुझि गेला, मने मन मुस्की मारै लगला। सब अपने-अपने विचार मे तेना फँसि गेला जे बकता कियो रहबे केने केला। जइ सँ चुपा-चुपी पसरि गेला ब्रह्माजीक मन मे भेलनि जे ऐना जँ कोनो विचार कँ बैसी आ कियो बजनिहारे ने रहता तखन विचार कि हएत? नारदबाबा कँ चरिअबैत बजला- 'नारदजी, इन्द्रासन सँ आदेशपत्र आएल अछि, जे आजुक मनुख निरमबैक, तइ मे...?'

नारदबाबाक मन दुनू दृष्टि सँ करुआएल (करुआएल) छलनि, पहिल- चलैत- चलैत तते थाकि गेल छला जे मन करुआ गेल छलनि। दोसर, तीनू भुवनक चालि- चलनिक बेवहार देख मन तेना अगियागेल छलनि जे विचार करिया गेल छलनि। ओही करिआएल मनक बीच ब्रह्माजीक प्रश्न छलनि। बजला - 'आजुक जेहेन दुनिया अछि तइ मे सभसँ उत्तम कोटिक निर्माण (मनुखक निर्माण) ओ हएत जे निरमाणार्थीकेँ (जेकर निर्माण करब) पूँजी (धन) अनुकूल, माने गरीबी मे नेपाली ठर्रा आ अमीरी मे कनाडियन रसक दारू पीया मोटर साइकिलक सवारी पर चढ़ा, एक हाथ मे मोबाइल आ दोसर हाथ मे सिगरेट चढ़ा, सवारीक हेन्डिल केँ दुनू हाथे छोड़ि, अन्हा- गाहीस बाट पर चलाएब नीक निर्माण हएत।'

ब्रह्माजी बुझि गेला जे नारद जी खिसिया कँ विचार देलनि। ओना हुनको विचार केँ सोलहो आना नहियो मानब नीक नहिये हएत। किअए त अपने ने बैसल- बैसल निरमबै छी, मुदा नारदजी तँ तीनू भुवनकेँ छछरैत बुलि देखै छथि तेँ देखल बजला अछि। अपन विचार केँ बेवहारिक बना ब्रह्माजी बजला- नारदजी, अहाँ विचार सँ सहमत छी तेँ समर्थन करै छी, मुदा, ऐहेन मनुखक सँ ते जग- हँसार ने हएत। किछु छी ते जबाब देही मे छी कि ने।' ब्रह्माजीक विचार सुनि नारदजी अपन नामस...

कें मनें मन घोंटे लगला। मुदा जहिना डुमैबला वस्तु पानि में जाइते डूमै लगै ए आ बिनु डूमैबला अथाहो पानि में अलगे रहै-ए, तहिना नारद बाबाक मन में ठेंठत रहनि। अपन पल्ला (पाला) झाड़ैत बजला -' लोको कि लोक छी, जहिना बिनु सींग-सींगहौटीक अछि तहिना बिनु नाङरि-पुछड़ीक सेहो त अछिये, तेहने--?'

ब्रह्माजी बजला -' बदनामी हएत?'

नारदजी बजला - जे बदनाम करत ओ त अपने बदनाम अछि, तखन बदनामीक लाज केकरा हएत? हमरे कियो पद्धति कर्ता कहै-ए आ कियो घर-जरौन, तेकरा हम कि करबै।'

ब्रह्माजी कें नारदजीक विचार जेना जँचलनि, जँचिते मन में खुशी ठपकलैन जइ सँ मुँह मुश्कियएलनि। मुस्की छुटैत बजला -' तखन?'

' तखन कि, अहीं कैं लोक कि कहै-ए से बैसल-बैसल बुझबै, कियो बेइमान कहै-ए आ कियो नशाबाज।'

' से केना?'

' जेकरा घर में बेटीक बीहा अबै-ए ओ बेइमान कहै-ए आ जेकरा बुधि भसिया जाइ छै ओ भँगपीबा कहै-ए।'

' ऐ में हमर कोन दोख।'

' से अपना मनें बुझने हएत। बजबै जे भाए, हम त दुनियाँक नजैर में नर-नारीक सृजन करै छी, तहिना बुधि-विवेकक सेहो करै छी। तइ से लोक मानत। ओ थोड़े बुझत जे मकान (घर) बनौनिहार त पहुँच गेल, मुदा केतौ सीमेंट कम रहल आ कि बालुए कम रहल, तइ दुआरे मकान बनौनिहार कामै हएत। ओ त कमो-बेसी करि कें मशाला तैयार करये लेत।'

ब्रह्माजी - तखन?'

नारदजी -' तखन यैह ने, जे कतौ बदनामी हएत त कहबै जे भाँग फनी बेसी पीया गेल। तैं हारि थोड़े मानि लेब।' समाप्त २।११।०१८



पृ०-2

किछु बजला ?'

पत्नी बजली - 'रस्ते-रस्ती बजैत गेला जे ऐम्हरे होएत उदयलाल होएत घर पर जाएब।'

मन मे भेल जे साझुक पहिल पहरक पुजा लक्ष्मीपुजा छी तखन जे अनेरे गप-सप मे समय गमा लेब तखन समय पर पहुँच कैना पाएब। मुँह बन्न कौंत अपन साझुक नियमित क्रियाकेँ अपनबैत मुड़िते रही कि रस्ता पर अबैत उदयलाल पर नजरि पड़ल। जखन कान मे आबि गेल जे कृष्णदेव भाए, लक्ष्मीपुजाक इकारक माँदे बिऐनाम सँ उदयलालक ऐनाक बिदा भेला, तखन जँ हम कृष्णदेव भाएक सती इकारक जानकारी द' देबइ त' ओ दुनू सिरे नै नीक हएत।

बजलौं - 'उदयलाल, कृष्णदेव भाए ऐनाम आने साल जेँका लक्ष्मीपूजा छिअनि, इकार छइ। पहिल साँझुक पूजा छी तेँ समय पर पहुँचै लेँ आबन बेसी गप-सप नहि करइ। तोँहु तैयार हुअ गे, हमहूँ तैयार होइ छी। ओतै निचेन सँ गप-सप करब।'

ओना उदयलाल मजाकिया लोक छथि, तेँ ओकरो अपन भावनाक संग भावलोकक भवन छइहे। कठिन सँ कठिन आ गंभीर सँ गंभीर बिचारकेँ मजाक-मजाक मे उड़ाइयो दइ-ए आ पुराइयो त दइते छथि। उदयलाल अगुताएले मे बाजल - 'परसाद मे पाने-मखान टा बँटता आ कि नबको किछु बँटता।'

उदयलालक बात सुनि नहुआ पर दहला फेकब आ बीबीक संग बादशाहक जोड़ा लगाएब नीक नहि बुझि चुपे रहलौं। हमर चुपी देखब आ कि अपन मन मे उदयलालकेँ उद्गार रहै से त ओइह जाने मुदा फेर बाजल - भाए सहाएब, पग-पग पोखैर केँ जहिना कमला-कोशी खेलक आ पान-मखान केँ परबासी भाए रखैलनि, तहिना आब एकरा किताबे-कैसेट मे रहए दियौ॥'

ओना मन मे भेल जे बाजी - 'किताबो पढ़निहार कि आब छथि आबू त कैसेट सुनैवला लोक छैहे-ए। शब्दकोषमे सँ एते त भेबे कैल जे मिथिलाक शब्द मे अंग्रेजीक बादि ऐने, बढ़बे कैलि अछि।' मुदा फेर भेल जे जखने किछु बाजब कि ओ फेर तेसर बात चालि देत। तेँ चुप्पे रहलौं। ओना उदयलालकेँ समैक पाबंदी (पैबंदी) नइ छथि मुदा काजक पैबंदी रहने जिनगीक गाड़ीक गति असथीर छइहे।

कथा — दिवालीक दीप — पृ०-५

ओना अपना कुर्सि पड़ल जे दुनू परानी कृष्णदेव भाएक नजरि नहि पड़ल। मुदा उनका मन मे इहो भेल जे सबकेँ अपन-अपन नजरिया संग अछि आँखियो त अछिये। जइ सँ सोलहनी इहो मानि लेब जे हुनका (कृष्णदेव भाए) नजरि नइ पड़लनि सेहो कैना मानब? आँखि रहितो कियो चश्मा लगा दैत छै आ कियो बिनु चश्मेक ओकरा सँ बेसी देखैए। मन असमंजस मे पड़िये गेल। मुदा तइ बीचे मे उदयलाल बाजल — 'गौरी भाए, भरिसक कृष्णदेव भाएक नजरि अपना सब पर नइ पड़लनि?'

बजलौं — 'कैना बुझै छी?'

उदयलाल बाजल — 'ओइना अपना सब हकरिया भैलिये तहिना ने कृष्णदेवो भाए हकबाइ भेला। जँ कनियो नजरि पड़ल रहितनि त ओ जरूर किछु ने किछु कहितथि।'

उदयलालक विचार सुनि अपनो मने मानि गेल। फेर भेल जे कृष्णदेव भाए कारबारी छथि हुनका नजरि नहि पड़लनि मुदा अपनो दुनू गोरे त समाजक संग हकरियो छी, तखन किअए ने अपन हाजिरी (उपस्थिति) हुनका लग दर्ज करा ली। बजलौं — 'उदयलाल, अपना सब आगि कें कतौ चुपेचाप बैस जाएब सेहो नीक नइ हएत, तैँ अपन उपस्थिति दर्ज करा लेल।'

उदयलालोक मन मे सेहो विचार ठीक रहल छलै, स्वीकारैत बाजल — 'कृष्णदेव भाए लग चलि कैँ चेहरा देखा देला पछाति कतौ बैसि कै गप-सप करब।'

आगू बढ़ि कृष्णदेव भाए लग पहुँचलौं। उदयलाल तइ बीचे मे बाजल — 'भाए सहाएब (कृष्णदेव भाए) अहाँ यदि अहाँ गौर पुजने छी जे भौजी सन संगी हाथ लागल।'

ओना कृष्णदेव भाए पत्नी दिसि तकै लगला मुदा मुँह सँ किछु बकार नहि फुटलनि। बजलौं — 'भाए, कते काज पछुआएल अछि।'

कृष्णदेव भाए बजला — 'समयानुसार काज अपन रस्ते पर अछि, मुदा सूर्यास्तो होइ मे दू-चारि मिनट बाकी अछिये।'

पृ० - ६८

उदयलाल बाजल - भाए सहाएव, ऐनाम हमरा सबकेँ रहने अछि दुनू परानी केँ काज मे (पूजाक तैयारी मे) विभुत हएत आ हमरो दुनू गोरे केँ शर्म हएत जे जेठ भ' क' कृष्णदेव भाए दुनू परानी खटि रहल छथि आ हम सब ठाढ़ भेल मुँह देखैत छी।'

कृष्णदेव भाए बजला - ' तोहर कि विचार ?
उदयलाल बाजल - ' अहाँ, दुनू परानी अपन पूजाक तैयारी करू आ हम दुनू गोरे दुआर (गेट) पर बैस हकिया सबहक आगवानी करब।'

कृष्णदेव भाए किछु ने बजला। बुझि गेलो जे आदेश भेट गेल। दुनू गोरे अगनेयक (दलब्बाक आंगन) मे कुरसी पर बैस गप-सप करैत विचार केलौं। ओना गप-सपक क्रम मे उदयलाल कोनो - काल कुकुआन जेका बुझि पड़ैए मुदा वास्तव मे ओ गहिरगर अछि गंभीरगरो त' अछिये। बजैक ढंग ओ बदलने अछि। सदि - काल हँसि - हँसि बजैत रहै-ए आ गंभीर - सँ गंभीर विषय केँ हँसियेः मे उड़ाइयो दइ ए आ फुराइयो त' दइते अछि।

सूर्यास्त भेल। बिजलीक इजोत सँ सौंसे जगमगा गेल। कृष्णदेव भाए सेहो घर - आंगन मे बिजली लगौनहि छथि। तइ मे आइ बेसी ओरियान सेहो कैलनि अछि, बजलौं - ' उदय, बुधि बपजेठ होइ-ए। भले तूँ उमेर मे छोट छह मुदा तूँ बहुत होशियार छह। लोक सभ मे हँसि - हँसि केँ बाजि लइ छअ, मुदा - - - ?'

मुदा सुनि उदयलाल जेना एकाएक गंभीर भ' गेल, जेना ओकर गंभीरता हृदय सँ ऊपर आबि गेल होए, अहिना धरती मे गंभीरता ऐनेः ओकर सृजनशक्ति एते क्रियाशील भ' जाइ-ए जे ओइ मे माँगक बीआ छीटू आ कि बबुआक, ओ बड़बड़ा केँ जनमि जाइ-ए। तहिना उदयलाल मे सेहो बुझि पड़ल। उदयलाल बाजि किछु ने रहल अछि मुदा जहिना करिआएल मेघ समुद्र मे लधिक अपन संगी (समुद्र सँ उठैत बादल) पकड़ि संगे

पृ०-६

बिदा होइ-ए तहिना बुझि पड़ल। बजलौं- उदय, बिजली बौलब इजोत कें दिवालीक दीप...?'

जहिना समुद्र मे जुआरि उठै-ए, ज्वार मे बाढ़ि अबै-ए, पोखरि इनार मे उद्धाली अबै-ए तहिना उदयलालक मन मे अगारि (अगारि) उठल। बाजे लगल- 'मैयारी, तखन ने भय-अरि (भय+अरि) होइ-ए जखन सब मैयारी एक मुँह एक बोल बना एक-एक काजो करैत आगू मुँहे दिसक डेग दिशि बढ़ब। नइ त कतौ दीप जड़त हृदय मे आ कतौ बौल (बिजली) इजोत प्रकाशित करत। जँइ ओ दीपक पावनि तर पड़ि जाएत आ प्रकाशक पावनि अगजिआर होएत रहत।'

ओना धरमागती बुढ़ी त उदयलालक विचार सोलहनी नइ बुझलौं, मुदा ओकर वाणीक जे बाण रहै ओकरा सेकि दिशा-हीनो कहब नीक नहि बुझि बजलौं- 'हँ, से...!'

जना हमर बात कें अधडरेड़े पर उदयलाल लोकि लेलकु। जहिना चीपल ताना पाइनिके छिरका कें रोकि लइ ए तहिना। ओना करब जे पानियो सँ पातर (मेंही) ओस होइ-ए जेकरा दूभि अपन मुँहक अमृत बना माथ पर धरि लइने रहै-ए आ धरि कौ सुर्यक अरुहै नहि क' लइ छौ-ए। मुदा से सब बात नहि छल, अपना मन मे अपन पावनि बनल छल।

उदयलाल बाजल- 'आइ कातिकक आधा कातिक। दिवक अमावस्या (अमवासिया) छी कातिक कें लोक तेरहम मास कहै छै-ए। किअए? कौनो मास सँ गिनती शुरु कैल पद्धति ओ मास तेरहम भइये जाइ-ए।'

मन मे जेना घोड़दौड़ शुरु भेल, तहिना डुबए लागल। हिसाब त ठीके उदयलाल कहै-ए मुदा बुझल त कातिके टा अधि, जेकरा लोक तेरहम मास कहै-ए। बुझल त अपन विचार कें नहिये बाजब नीक बुझलौं। किअए ने उदयलाले अपन पनचैती अपने करैत चलत। मुदा उदयलालक बात हम नीक जेँका सुनलौं आ कि अनठाएल-मनठाएल जेँका बुझलौं, सेहो त उदयलाल कें इशारा सँ बुझाएब जरूरी

पृष्ठ-८

अछियै। उदयलालेक स्वर मे अपनो स्वर मिलबैत बजलौ-
हँ, से त कहिते अछि।'

उदयलाल बाजल- 'कातिक, किसानी जिनगीक ओ मास छी, आबनो
अछि आ पहिने त सौलहनी छल, जे बरसातक विभिषिका
सँ तुरत-तुरत उबड़ल हैए। विभिषिकाक अनेक
रूप मे पड़ै, कतौ धार-धुर इलाका मे धारक कटनिया
कॉ-ए त कतौ अन्हर-तुफानक संग कटनाइ कॉ-ए जाइस जान-मालक
संग, चीज-वस्तुक क्षति सेहो कॉ-ए त, कतौ बाढ़ि बाति
गामक-गाम कें मेटा दइ-ए, इत्यादि-इत्यादि। तैं कातिक
कें दूबर भारी मास मानल गेल अछि। ओहुना फसलक
उपजक हिसाब सँ सेहो चैतिक रब्बी-खरायूक पद्धति
उपजक सालक आठम मासक दूरी मे सेहो अछिये।'

तइ बीच कृष्णदेव भाए सेहो लग मे आबि
बजला- 'पुजाक समय भ' गेल, तैं अहूँ सब तैयार भ'
जाउ। जखने हम शंख फुकब कि अहाँ सब देवस्थल पर पहुँच जाएब।'

ओना उदयलालक मन मे रहबे करै जे कृष्णदेव भाए
ऐठामक पुजा मे शामिल होइ ले एलौ हेम, तैं उनकर कृत्तिकल्प छियनि
विहिते (विहीतें) जकाता, हम सब तइ मे ने पाछु-पाछु संग पुरबनि।
बजैक क्रम मे उदयलाल मस्त सँ झूमि रहल छल, जहिना संगीतक
अंतिम मोड़ पर ऐला पद्धति संगीतज्ञ झूमै लगै-ए तहिना।
मुदा कृष्णदेव भाएक वाणीक पर अंतिम लड़ीक-कड़ी जोड़ि
उदयलाल बाजल- 'आँझुके पनरहम दिन कातिकक पुरणिमा
हएत, जइ दिन कातिक अपन अंतिम सीमा पर पहुँच-
भाए-बहीनिक पाबनि सामा-चकेबा कौत
अगहन दिस (धानक मास) अग्रसर हएत।
चान-धान

उदयलालक मुँहक मीठगर बोल सुनि-सुनि मन मे जेना
मीठ-मीठ सुआद अबै लागल। ओना मन मे इहो होइत रहै
जे कहीं बीचे मे कृष्णदेव भाए नै शंख फुकि दथि जइ सँ आगुक
विचारक बाटे ने रुकि जाए। उदयलाल मने-मन छिकिया लेलक
जे जाबे कृष्णदेव भाए शंख फुकैक सुर-सार करत तइ बीचे मे अपन
विचार कें सीमा पर पहुँचा देब। बीचे मे बजा गेल-
'उदयलाल, आइ त अनहरियो पखक (पक्षक) ने पावनि छी



कथा — दिवालीक दीप — पृ०-5 अनइलि

ओहिना प्रश्न उठेलौं तहिना उदयलाल जवाब दइत बाजल- अनइलि पक्षक सामूहिक रूपक पर्वक अंतिम दिन पर्व छी। अन्हार मे सब किछु हेरैबे नइ करै-ए, भेटबो करै-ए। ओइ मे भेटैत छी ज्योति पुंज। जे पर्वक पर्व छी दिवाली दिनक दीप पर्व।'

ओना उदयलालक विचार सुनि मनक कुइ-कइ हँटै लागल मुदा कुहो-काह कि साधारण अछि ओत मैल वस्त्र जेँका अछि, जेँका जते बेर साबुन लगा धोबै तते ओकर मैल हँटैत जाएत आ चमक अबैत जाएत। मुदा तइ संग मन मे इहो शंका त उठिये रहल छल जे तैँ कुकुँ-सुकुँ-कौं जे समय चाही, जे समय एहि गतिये पड़ाएल जाइ-ए जेकरा पकड़ि चलब कठिन त अछिये। ओना विचारो आ क्रियोक सेहो अपन गति अछिये मुदा से गति निर्भर करै-ए कर्ता पर। जेहेन कर्ता भर्ता करै-ए तेहेन धरत (धर्ती) पबिते अछि।

बजलौं — ' उदय, अही प्रकाश पुंज (दिवालीक दीप).....?'

आगूक विचार पेटे मे छल तइ बीचे मे उदयलाल आगूक विचार कैँ लोकैत बजै लगल — ' भाइ, पहिल साँझ लक्ष्मी पूजा छी, दिना राति मे कालीपूजा सेहो हएत, आ भोर होइते गोवर्धन पूजाक आगमन सेहो भइये जाएत। माल-जालक घरो मे आ बड़दो मे दुभि-धानक संग फुलो-पात सँ पूरल बखारक (कोठी-कोठली) पूजा सेहो छीहे।'

बजलौं - ' हँ, से त छीहे।'

उदयलाल बाजल - ' तैँ कि पावनि बिसरजन भ' जाएत। प्राते भने तेसर दिन भरदुतिया छी, जे भाइ-बहीनिक भरै-पूरैक पावनि छी। सब बहीन नौतहारिनी भेली आ सब भाय नौतपुरा भेला।'

ओना जइ सूदिये उदयलाल बजै छल तइ सूदिये अपनो नइ बुझै छलौं मुदा भकुआएल बौद कैँ जेना-जेना भक-पन कमैत जाइ छै आ मन फरीछ होएत जाएत छै, तहिना बुझए लगल, जइ सँ उदयलालक विचार सुनै मे नीक लगिये रहल छल। बजलौं - ' हँ. से त छीहे!'

उदयलालक विचार जहिना सह भेटल, तहिना सहटैत सहीट मे आबि बाजल - ' भाय, परिवारक आंगनक बीच आंगन मे अड़िपन सजि आसन ओछा सिनूर-पीठार लगा दुनू हाथ मे पानक पात पसारि फूल अक्षत पान-मखान



## परिचय : पाण्डुलिपिकार

नाओं : श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, जन्म : 5 जुलाई 1947, बेरमा, जिला- मधुबनी (बिहार)

शिक्षा : एम.ए. द्वय (हिन्दी, राजनीति शास्त्र)

जीविकोपार्जन : कृषि (मुख्यत: तरकारी खेती)

सम्मान/पुरस्कार : 'विदेह सम्मान', 'विदेह भाषा सम्मान', 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड', 'वैदेह सम्मान', 'यात्री सम्मान', 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार' तथा 'कौशिकी साहित्य सम्मान'सँ सम्मानित/पुरस्कृत।

साहित्य लेखन : 2001 ईस्वीक पछाइतसँ...।

**रचना संसार :** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर- नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन, 26. पंगु, 27.आमक गाछी- उपन्यास। 28. कल्याणी, 29. सतमाए, 30. समझौता, 31. तामक तमघैल, 32. बीरांगना- एकांकी। 33. तरेगन, 34. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 35. शंभुदास, 36. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 37. गामक जिनगी, 38. अर्द्धांगिनी, 39. सतभैंया पोखैर, 40. गामक शकल-सूरत, 41. अपन मन अपन धन, 42. समरथाइक भूत, 43. अप्पन-बीरान, 44. बाल गोपाल, 45. भकमोड़, 46. उलबा चाउर, 47. पतझाड़, 48. लजबिजी, 49. उकड़ू समय, 50. मधुमाछी, 51. पसेनाक धरम, 52. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 53. फलहार, 54. खसैत गाछ, 55. एगच्छा आमक गाछ, 56. शुभचिन्तक, 57. गाछपर सँ खसला, 58. डभियाएल गाम, 59. गुलेती दास, 60. मुड़ियाएल घर, 61. बीरांगना, 62. स्मृति शेष, 63. बेटीक पैरुख, 64. क्रान्तियोग, 65. त्रिकालदर्शी, 66. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 67. दोहरी हाक, 68. सुभिमानी जिनगी, 69. देखल दिन, 70. गपक पियाहुल लोक- लघु कथा संग्रह।



## परिचय : सङ्कलन कर्त्ता

**नाओं : उमेश मण्डल- जन्म :** 31 दिसम्बर 1980, बेरमा, जिला- मधुबनी (बिहार)

**शिक्षा :** प्रारम्भिम शिक्षा ग्रामीण माहौलमे। बी.ए.- एल.एन.जे. कॉलेज- झंझारपुर (मिथिला विश्वविद्यालय, दरभंगा)। एम.ए. (मैथिली), बी.आर. अम्बेदकर बिहार विश्व विद्यालय- मुजफ्फरपुर। राष्ट्रीय पात्रता परीक्षा (UGC NET- June: 2015), **प्रकाशित रचना :** निश्तुकी (पद्य संग्रह), संस्कार गीत, विध-बेवहार गीत आ गीतनाद (मिथिलाक सभ जाति-धर्मक लोकमे प्रयुक्त मैथिली लोकगीतक पहिल संकलन), मिथिलाक जीव-जन्तु/वनस्पति और जिनगी'क डिजिटल सचित्र ऑनलाइन संस्करण, मिथिलाक सभ जाति-धर्मक लोकमे प्रयुक्त लोकगीतक रेकार्डेड ऑनलाइन ऑडियो और वीडियो डिजिटल संकलन। **सह सम्पादक :** विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका एवम् विदेह-सदेह पत्रिका- ISSN 2229-547X VIDEHA. संग सम्पादन : (1.) विदेह मैथिली विहनि कथा (विदेह-सदेह- 5), (2.) विदेह मैथिली लघुकथा (विदेह-सदेह- 6), (3.) विदेह मैथिली पद्य (विदेह-सदेह- 7), (4.) विदेह मैथिली नाट्य उत्सव (विदेह-सदेह- 8), (5.) विदेह मैथिली शिशु उत्सव (विदेह-सदेह- 9), (6.) विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना (विदेह-सदेह- 10) **सम्पर्क-** तुलसी भवन, जे.एल.नेहरू मार्ग, वार्ड न. 06, निर्मली, पिन- 847452, जिला- सुपौल।

***उपरोक्त पोथीसभक e-version videha.co.in आ pothi.com परसँ download कएल जा सकैत अछि।***

₹ 500

**पल्लवी प्रकाशन**
जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452

9 789388 421898

